आगूमे के सीट आ पैसेन्जरसबके नँघैत ड्राइभिंग सीट दिस गेल । ड्राइभिंग सीटक उप्पर एकटा चानी उड़ल मूँड़ी नजैर आयल, जकर पछिलका भागमे चन्द्राकार सनपटुआ सन् उज्जर केशके पातर धारी निच्चा मूँहे लटकल छल आ ओकरा बीचमे नम्हर मुसरीके नाङ्गैर जका टेँढ़-मेँढ़ मुदा सीटल सोँटल टीकी लटैक रहल छल । नइँ जाइन कतेक बसन्त पार क'क' स्थायी पतझड'मे प्रवेश क'रहल छल 'गुरुजी' (ड्राइभर) !

"ड्राइभर आ गाड़ी तुरिए बुझाइछै ।"- ओ हँसल ।

"हुँ ! ..."-ड्राइभर दिस तकैत मेघनाथ बाजल - "...लेकिन बिसबास करु, नवलपुर पहुँचबे करबै !"

"माँ ! तोँही रक्षा करिहा । "- ओ मनेमने प्रार्थना कयलक ।

गाड़ीके गेटपर चाइर पाँच गोटे एक्के बेर गाड़ीमे पैसलै । इन्जन फेर जोर स घरघरयलै आ खड़खड़ाइत गाड़ी आगू बइढ़ गेलै । बुझयलै जेना कुद्का जायत, ओ झट् द' अगिलका सीटक कोना पकड़िलेलक । मूँह स फेर प्रार्थना बीज छिटैक गेल - 'माँ !'

मेघनाथ ओकरा देख क' मुस्कायल । तखने एकटा दुबर पातर छौँड़ा 'जय हो' के चन्ठ उद्घोष करैत ओकरा बगलमे आइब क' बइस गेल । खिड़की कातमे पहिनही स एकटा फूलपैन्ट, बूस्सर्ट आ चप्पल पहिरने, सामान्य मुदा ग्रामीण आ भलादमीसन बुझाइत लोक बइसल छल । ओहो छौँड़ा दिस तकलक । छौँड़ा अइगमुत्ता सन् बुझयलै ओकरा ।

गाड़ी मलंगवामे सीमा छोइड़ चुकल छल । एहि बीच किछु आओर गोटे गाड़ीमे चढ़ल छल आ दुनु दिसक बिचला खाली भागमे किछु धक्कम धक्का बइढ़ गेल छल ।

"हँ, लाउ त !"-कन्डक्टर हाथ पसारलक ।

"कते दियो ?  नवलपुर । दू गोटे ।"- ओ पुछलक ।

"एक सय दियौ न ।"- कन्डक्टर जबाब देलक ।

"एक सय !"- ओ मेघनाथ दिस तकलक । मेघनाथ 'ठीक' मे मूँड़ी हिलयलक ।

"दू: लाउ न, अहुँसुन कथी कचकच करै छी !"- कन्डक्टर झझकल । ओ द' देलक ।

छौँड़ा खिड़की स बहरा देइख रहल छल । कन्डक्टर ओकरा टोकलक - "हय ! भाड़ा ला ।"

"एतही, गम्हरिए त उतरबै ।"- छौँड़ा ठार स्वरमे बाजल ।

"त गम्हरियाके पैसा न लगै हइ कि ?"- कन्डक्टर गुम्हरैत आँइख स ओकरा देखलक आ घुइम गेल । "केहन केहन पसिन्जर गाड़ीमे चढ़ जाइय ।"- कन्डक्टरके बड़बड़ाहट साफ सुनाई द'रहल छल ।

खिड़की कातक पैसेन्जर शायद काउन्टरे पर स टीकट लेने छल ।

गाड़ी गति पकैरलेने छल । सड़कक बीचमे के हुच्चा हुच्ची (खधिया खुधिया)मे  परैत निकलैत गाड़ीके चक्का पछिलका सीटके यात्रीसबके बेर बेर स्प्रिङ्ग बौल जका कुद्का रहल छल । कखनो काल त ओकर कण्ठेमे साँस  अटैक जाइ । 'पछिलका सीटके मइरम् ओहे जानय जे बइसय ।'

कन्डक्टर एकटा ठाढ़ भेल पैसेन्जरके टोकलकै "हँ, भाड़ा लाबा !"

पैसेन्जर किछु रुपैया कन्डक्टरके देलक ।

"कहाँ जयबा ?"-कन्डक्टर पुछलक ।

"नवलपुर ।"-पैसेन्जर कहलक ।

"बीस रुपैया आरो लाबा ।"- कन्डक्टर बाजल ।

पैसेन्जर धौँस देखयलक -"कथी के बीस ?"

"पचास रुपैया भाड़ा हइ ।"- कन्डक्टरो कड़कल ।

"तोँ जेहे कहबहो सेहे होतै ?" - पैसेन्जर फेर ऐँठल ।

"जल्दी कर', लाब न त गाड़ी से उतर' ।"- कन्डक्टरक ताव कने आओर कड़ा भेलै ।

युवक जेबी स किछु आरो रुपैया निकाइल क' कन्डक्टरके हाथमे देलक । "दश रुपैया आरो ।" - कन्डक्टर बाजल ।

"बेसी धङियइ न न देखाबे के ! हमहुँ एहि बा के लोक छी ।"-युबक कने रंगदारीबला तेवर देखयलक आ कन्डक्टरके अस्थीर स आगू मूँहे घुमादेलक । आ कन्डक्टर युवक के जेना बिसैर गेल । ओ दोसर के टोकलक -" भाड़ा ।"

'आ हमरा स पचास रुपैया भाड़ा.....' , ओ मेघनाथ दिस तकलक । जेना मनक बात बुइझ गेल मेघनाथ , मुस्काइत बाजल -"सकबै सर ?"

ओ किछु नइँ बाजल । ओकरा याद पइर गेलै ओकर प्रोजेक्ट प्रमुख शर्माजी आ दाता देशक आइएनजीओके गोरका कुइस स्मिथ । स्मिथ, जे कन्सलटेन्ट खर्च आ अपन विविध खर्चके बहाने प्रोजेक्टके नामपर आयल पाईमे स आधा स बेसी अपना जेबीमे पहिनही ध' लैत अइछ । बाँकी बचलमे स कार्यक्रमके स्थानीय आयोजक, शर्माजी, ओ आ ओकर सहकर्मीसब बेसी स बेसी रकम अपना जेबीमे आबय, तकरा लेल खींचा तानी आ मोल मोलाइ करैत रहैय । अहिना जेना ई कन्डक्टर आ पैसेन्जर कयलक अइछ । की बस मे, सरकारी गैरसरकारी, सब ठाम मोल मोलाई अइछ, तानातान अइछ । जेना सउँसे देशे मोल मोलाई भ'गेल हो । "

गाड़ीके हरहर्री के चीरैत खलासीके तेज स्वर स ओकर मनोलाप भंग भेलै -"गम्हरिया ।"

ओकरा कातके खिड़की लग बैसल ग्रामीण भलादमी बगलमे बैसल छौँड़ाके याद पारलकै -"गम्हरिया आ गेलो ।"

कन्डक्टरोके जेना याद रहइ, ओहो हाक देलकै -"हँ.... उतरा न ।"

"अगिलका चौक पर उतरबै ।"- छौँड़ा जोरे स जबाब देलकै । कन्डक्टर जेना मनेमने गाइर देने होइ, ओकर आँइख मे तेहने भाव छल, मुदा मूँह स किछु नइँ बाजल । छौँड़ा जेना कन्डक्टरके भाव बुइझ रहल छल, ओ मुस्कायल आ अपन नङटइबला नजैर स एम्हर ओम्हर तकलक आ जोर स नारा लगयलक - " चमेलिया माईकी जय !"

चमेलिया माई दू स्टोपेज आरो आगू के चौक छल । छौँड़ाके बोली आ भाव नाँगट छल । छौँड़ा देख' मे त सिकिए पहलमान छल, तैयो ई तेवर ? वाह ! 'अहिना जे मलंगवा आ मलंगवा की, देशेके लोकसब मंत्री, हाकिम हुक्काम आ सरकारके तेवर देखाब' सकितै !'- ओ मनेमने सोचलक । तखने गाड़ी पइर गेलै हुच्चामे । पछिलका सीटपरके सबगोटेके कुद्का गेलै । असावधान ओकर त माथा जेना बसके छत स ठोकरा जाई, तेना बुझयलै । ओ जोर स अगिलका सीट पकरलक । '.....त जनताके गाड़ी अहिना हुच्चामे परत आ ओकर माथ बस स ठोकरायत ।'- ओ मनेमने हँसल आ श्वेतकेशी ड्राइभर दिस तकलक । ड्राइभर जेना अविचल सुनामीमे जहाज खेइब रहल छल । ओकर मुसरीके नाङ्गैरबला टीकी हील रहल छल । एहि सुनामीमे छौँड़ा फेर नारा लगौलक - 'चमेलिया माई की जय !'

अगिलका सीट परके गोलगला, ओछ लुंगी आ प्लास्टिकके चप्पल पहिरने एकटा पहलमान सन् अधबैसु ग्रामीण, छौँड़ा पर व्यंग्य कयलक - "मानलियौ रे बौवो तोरो !"

"सातो दिन अबै जाइछी, बिदारथीयो से पइसा लेतै, त कइसे होतै ? फेनु धनिक रहतै त एगो बात, की हो काका ?"- छौँड़ा शान झारलक ।

एकटा चौक आयल । गाड़ी रुकल आ फेर चलल । किछु उतरल आ किछु बेसिए चढ़ल । गाड़ीमे गहमा गहमी किछु आरो बइढ़ गेल । भाड़ा देनाई आ लेनाईके क्रममे पैसेन्जर आ कन्डक्टरके तीव्र आ मध्धिम स्वर गाँय भाँयके बीच सुनाई द'रहल छल । गेटपर कन्डक्टरके स्वर सुनाई देलक -" गेटपर भीड़ न करु, पिछाड़ी जाउ ।" सम्भवतः ओ पैसेन्जरसबके धकियएबो कयलक । एहि धरफरीमे कने खसैत परैत एकटा कने हेभीवेट युवक ओकरा स दू सीट आगू नजैर आयल । पहिल नजैर मे ओ, नील रंगक जीन्स पैन्ट आ पीयरका भेस्ट पहिरने ओहि युवकके पाछुए स देखलक । युवक अपन झोँटासन झमटगर नम्हर केशके रबर बैन्ड स बन्हने छल । आ अपन सूटकेस सीट स उपर बनाओल गेल सामान राख'बला खानामे राइख रहल छल ।

ओ विस्मित भेल । एहि शुद्ध ग्रामीण क्षेत्रमे अत्याधुनिक शहरक फैसन कत' स आयल ? सूटकेस रखलाक बाद युवक चारुदिस नजैर घुमयलक । शायद कतौ खाली सीट खोइज रहल छल । सुगढ़ आ स्वच्छ नयन नक्सबला ओहि युवकक चेहरा आ आँइखमे कलात्मक आ कोमल भाव स्थायीरुपे जेना वास करैत हो, तेना बुझयलै ओकरा । एकटा चौक अयलै । किछु गोटे उतरलै । युवकक बगलके सीट खाली भेलै । युवक पुछलक -"बइठू ?"

"खाली हइए, पूछे के कोन जरुरी हइ, बइठ जा ।"-सीटपरके पैसेन्जर बाजल । युवक बइस गेल । युवकक स्वरमे स्त्रैन्य कोमलता छल आ सम्वाद प्रस्तुतिमे लचकता । ओकरा आगूके सीटपर बैसल दू टा युवतीमे स एकटा सुनल जायबला आवाजमे फुसफुसायल -"मौगमेहरा हइ, गम्हरिएके हइ, नटुआमे काम करै हइ ।"

किछु पैसेन्जरक नजैर ओहि युवक दिस घूमल । जेना सड़कक हुच्चा हुच्चीक सुनामीमे समय काट'के जोगाड़ भेटि गेल हो । गाड़ी फेर

रुकल । कोनो पुलिस चेक पोस्ट छल चौरीमे । दू टा पुलिस गाड़ीमे पैसल, पैसेन्जरसब पर नजैर दौड़यलक, सीटसबके निचलका भागमे डन्टा स ठकठकयलक आ गाड़ी स निच्चा उतैर गेल । गाड़ी रुकले रहल । सड़क स निच्चा खेतमे पुलिस भैन लग कोनो वरिष्ठ सन बुझाइत पुलिस अधिकारी किछु भनभनाइत भैनके एक कात स दोसर कात जा रहल छल आ कन्डक्टर विनीत भावमे किछु कहैत ओकरा पाछू पाछू घुइम रहल छल । ड्राइभर सेहो गाड़ी बन्द क'क' निच्चा उतैर गेल ।

"कथी के देरी हइ ?"- एकटा पैसेन्जर प्रश्न कयलक ।

"जानु बात न मिललैय । परहरीके हाकिम कहै हइ डिक्की खोलेके ।"- पुलिसके भैन लग स लौटल दोसर पैसेन्जर बाजल ।

"त खोल देबे के न चाही ।"- पहिलका पैसेन्जर बाजल ।

"न, कहै हइ समान खोलके देखबउ ।"-दोसर जबाब देलक ।

"कुछ ले दे के मिलाबे न चाही, पसिन्जर के देरी न होइ छइ ।"- पहिलका फेर बाजल ।

" त जाउ न अपने, कहीँ बात मील जतै कि !"-दोसर व्यंग्य कयलक ।

"उँह !"- पहिलका अपन बचाव कयलक ।

"रोजिन्ना के बात हइ, बात मिलबे करतै ।"-तेसर भरोस देअयलक ।

ताबत तक किछु आओर पैसेन्जर पुलिस भैन तक पहुँच गेल । ओहोसब किछु कागज देखबैत पुलिस अधिकारी स नेहोरा भावमे बात क' रहल छल । ओसब शायद व्यापारी छल, जकर माल गाड़ीमे लोड छल । ओ गाड़िएमे स देइख रहल छल । खेतमे कन्डक्टर, ड्राइभर, ओ व्यापारीसब आ पुलिससब मिलाक' करीब तीस पैँतिसटा लोकक समूह बहूत रास समूहमे विभाजित भ'क' बतियाय लागल । ओकरा सम्विधान सभामे बहसक लेल प्रस्तुत आ अटकल कोनो गम्भीर एजेन्डा पर के

अवस्था याद परलै । स्थगन कालमे सम्विधान सभाके प्रांगनमे सभासद्सब एहिना अनेक समूहमे विभाजित भ'क' अत्यन्त गम्भीर छलफल आ बहसमे लीन भ'जाइत छल । खेतमे एहने गम्भीर स्थिति छल । किछु कालक बाद सब समूहमे स किछु गोटे निकइलक' एकटा गाछक तरमे जमा भ'क' किछु आओर घनीभूत बहसमे लीन भ'गेल । ओकरा बुझयलै जे सम्विधान सभाके प्रांगनमे विभाजित समूह सबहक नेता आ सभामुख, उपसभामुख सबसंगे गोप्य वार्ता क'रहल हो । खेतमे गाछक निच्चा ड्राइभर, कन्डक्टर, व्यापारी आ किछु पुलिससब छल । हाकिमसन लगैत पुलिस, भैनलग असगरे ठाढ़ सिगरेट फुइक रहल छल । गाछक निच्चा किछुकाल गहन छलफल चलल । तकराबाद कन्डक्टर, एकटा व्यापारी आ एकटा पुलिस, जे शायद हाकिम पुलिसक सहायक छल, हाकिम पुलिसलग पहुँचल । किछु गप्प भेल । हाकिम पुलिसके छोइड़ क' बाँकी पुलिस पार्टीके प्रतिनिधिसब पुलिसभैनके अओढ़मे चइल गेल । किछु क्षणक बाद लौटल । पुलिसक सहायक हाकिम अपन सीनियर दिस देइख क' मुस्काइत 'ठिक ठाक' मे मूँड़ी हिलयलक । कन्डक्टर आ व्यापारी दुनु हाकिमके बत्तीसी देखाक' नमस्कार कयलक आ तेजी स गाड़ी दिस लौटल । ड्राइभर सीटपर पहिनही बइस चुकल छल । गाड़ी जोर स घरघरायल, खलासी गेटपर जोर स दू बेर धाप मारलक आ हाँक देलक -"हँ, बढ़ौने ।" आ सुनामी यात्रा फेर शुरु भ'गेल ।

ओ सोचलक, अहुना क'क' केओ सम्विधान सभाके समस्या समाधान नइँ कयलक । वृथेमे विघटित भ'गेल सम्विधान सभा, हह !

एकटा पैसेन्जर कन्डक्टरके रुआब देखयलक -" शुरुए मे मिला नेने रहिता त देरी नइँ न होइतो । केकरा कहाँ कहाँ जायके छै ।"

"गाड़िएमे बइठके गप्प मारै छी से निच्चे न आबे के चाही !"- कन्डक्टर शायद किछु बेसिए परेशान भ'गेल छल ।

"नइँ एगो बात कहलियो ह ।"- ओ पैसेन्जर बात सम्हारलक ।

"ई बेपारी सुन कथी कथी लोड क' लइ हइ, आ ऊ स्साला पुलिसबासुन हमरासुनके माय बहिनके एक करैय ...."-कन्डक्टर बड़बड़ाइए रहल छल -".....ओकरासुनके पेट न भरै हइ त सरकार से न माँगेके चाही कि......।"

"ई बेसरमी इहे देशमे हय, न त एहन पुलिससबके बान्हके बीच चौराहापर पिटाई करेके चाही ।"-सर्ट कोट पैन्ट आ चमकैत जुत्ताधारी एकटा आधुनिक भलादमी युवक पढ़ाकु शेखी बघारलक ।

"भेलै, बेसी सेखी न न बघारु । अहाँ पढ़लहबासुनके बोली गड़िएमे इकलत । परहरीसुनके आगे अहुँसुनके ठन्डी मार दइय ।"- कन्डक्टर ओहि आधुनिक भलादमी युवकके दबारलक । युवक सकपका गेल । युवकक फैसन कहि रहल छल जे ओ राजधानी वा कोनो नम्हर शहरमे रहैत अइछ । कन्डक्टर एकटा गरीबसन महिलाके टोकलक -"भाड़ा ला, कहाँ जयबे !"

"गैर बजार ।"-महिला बाजल आ भाड़ा देलक ।

पाई कम्मे छल । कन्डक्टर कड़कल -"पचीस रुपैया ला ।"

"एतने हइ ओ मालिक ।"- गरिबनी गिड़गिड़ायल ।

"हइ, ई बस तोहर बापके हउ ? रुपैया न हउ त उतर गाड़ी से ।"- पुलिस स भेटल सब फजीहत ओहि गरिबनीएपर उताइर रहल छल कन्डक्टर ।

"काहे गरियबइ छी ओ मालिक, कुटान पिसान आ ईँटा भट्ठामे काम काज क' के बाल बच्चाके पेट पालै छी । तइका दया क' देबै त कुच्छो न बिगरत ओ मालिक !"-मजदुरनी फेर गिड़गिड़ायल ।

कन्डक्टर फेर कडकल -"फाल्तु बात न करेके, पूरा भाड़ा दे ।"

मजदूरनी आँइखमे याचनाके भाव नेने चारुदिस नजैर घुमयलक । बसमेके किछु लोक सुनियो क', देखियो क' नइँ देखल सुनलजका आपसी गप्पमे मसगूल छल । एहि गप्पमे गाम शहर, देश विदेश, भ्रष्टाचार, कमीशन, लोकतन्त्र, तानाशाही, मानवीयता आ बहादुरी तकके विषय सामिल छल । किछुगोटे निर्णीमेष निर्भाव गरिबनी आ कन्डक्टरके वार्तालाप आ दृश्य सुइन आ देइख रहल छल । जीन्स पैन्ट आ भेस्टबला मौगमेहरा युवक सेहो देइख रहल छल ई दृश्य । ओ बाजल -"केतना पैसा कम हइ ओ कन्डक्टर साहेब ?"

"पाँच रुपैया ।"- कन्डक्टर जबाब देलक ।

"पाँचे रुपैया ला एतना घोल मचयने छी । लू, हम दे दइछी.....।"- मौगमेहरा पाँच रुपैया कन्डक्टर दिस बढ़यलक । महिला ससइर क' मौगमेहरा लग आइब गेल । -"... अइ सीट प' बइठ जाउ " - मौगमेहरा बाजल आ अपने ठाढ़ भ'गेल । महिला बइस गेल ।

गाड़ीमे किछुगोटेके ई दृश्य नीक लगलै । ओकरो नीक लगलै । एकगोटे मौगमेहराके पुछलकै - "कत्त जाइछा ?"

"छपरा जिला ।" -मौगमेहरा जबाब देलक ।

"उहाँ कोनो काम वाम करैछहो की ?" - ओ पैसेन्जर खोधियारलक ।

"हँ, काम उम कथी । नाच उचमे काम करै छी ।"

"नाचेमे मन लगै हओ ?"- प्रश्नकर्ता चौलके भावमे बुझायल ।

"नीमन कथी लगतै हजूर ! बच्चेसे नाचेमे लाग गेलियै । से एहीमे मन लाग गेलै । घरमे बुढ़बा बुढिया माय बाप हइ । केनाहुके पालै छी ।"- मौगमेहरा बाजल । बजैतकाल ओकर स्त्रीजन्य भावभंगिमा आ लचकता किछु पैसेन्जरके शायद मजा द'रहल छल ।

"नीमन की ! मजे अबैत होतै कि । छपरिया जिम्दारसबके त 'हाथी' पालेके सौख त रहबे करै छै ।"-एकटा अधेड़ खद्दर धोती कुर्ताधारी भलमानुस बेशरमी स खिखियायल । मौगमेहरा जरैत आँइख स ओकरा देखलक, मुदा बाजल किछु नइँ । चुपचाप ठाढ़ रहल ।

ओकरो नइँ नीक लगलै, मन भेलै झझकाइर दी ओहि भलमानुसके, मुदा ओहो नइँ किछु बाजल ।

"पढ़ल लिखल छहो ?" - ओ पुछलक ।

" न ! बच्चेमे आठ किलासतक पढ़लियै । गरीब बाप माय खर्चे न देबे सकलै । गाउँएमेके रमेसर ब्यासजीके साथे लाग गेलियै । हो गेलियै नटुआ । देस बिदेस भरमनो हो जाइछै आ कुछ आमदनियो हो जाइछै ।"- मौगमेहरा सहज भाव स उत्तर देलक ।

"नटुआ आ मौगमेहरा कहि क' तोरा जे टिहकारी पारै छो से नीक लगै छो ?"-ओ फेर प्रश्न कयलक ।

"छोइर दू हजूर ! हमरा काम करे के हय, जेकरा जे कहेके हइ कहे दियौ । कोइ हमरा खायला न दइय । बाकी, हम बहुत जिम्दारसुन आ भलमानुससुनके देखले छीयै, जेकर बहु बेटी काठमान्डू, पटना दिल्लीमे बिकाइ हइ आ ऊ सुन गड़ी आ चीलगड़ीमे उड़ै हइ ।"- मौगमेहरा मनके तीत उझलिए देलक ।

ओ गप्पके दिशा मोड़लक -" अपन गाम घर नीक नइँ लगै छो, जे एतेक दूर जाइछा ?"

"अप्पन गाउँ घर केकरा निम्मन न लगतै हजूर, लेकिन करबै कथी ? काम त करही परतै ।"-मौगमेहरा मनक दु:ख व्यक्त कयलक ।

"ओनियोँके पुलिस अइसने होइ हइ ?"-एकटा पैसेन्जर प्रश्न कयलक ।

"अउरो कइसन होतै"- मौगमेहरा बाजल -"ओन्हिएके त सिखले हय एनिके पुलिससब ।"

"तोरा त तनि बेसिए पिरसान करैत होतौ ।"-दोसर पैसेन्जर रुप, रंग आ ढंगपर प्रश्न कयलक ।

"न पुछु, कहीँ कहीँ त कुछ बेसिए फिरसानी भोगे परैय । फेनु एगो खराब आदत हय हमरा, बदमस्ती आ बेज्जत निमने न लगैय । कहीँ कहीँ त झगड़ा फसाद आ दू तरफा हाथ पातके नौबत भोगे परल हय ....।"-मौगमेहरा सहजे भावमे अपन मन खोइल रहल छल -".....एक त गरीब, दोसर नटुआ , तेसर नेपालके आ ओहोमे ओकरे देशमे । ओ सुन बुझैय जे कुछो करबै त छज ज'तै ।"

"तोँहु झगड़ा आ हाथ पात क'लै छही ?"-दोसर पैसेन्जर मुस्काइत फेर खोधियारलक ।

"परै हइ त लोक फुरा लइ हइ, फेन हम खाली नटुए न न छी । आखिर मेहनत मजूरी करेबलाके बेटा छी । धनकटनी, हँसुआ आ लकड़ी चीरेमे टाँङ्गी त पकरबे करैछी । फुरसदमे न नटुआगिरी करे चल जाइछी ।"- मौगमेहरा सबहक अपेक्षा विपरीत बाजल ।

"ठिके ? जय हो !"- नङटहबा छौँड़ा बाजल आ पहलमान एक्केसंगे चौल कयलक ।

" जादे धाख न न देखाबे के । तोरो सुनके देखलियो ह' । पुलिसबासुन रहलो ह' सबके पेरले, त मूँहमे लड्डू धयने बैठल रहला ह' ।"- मौगमेहरा खौँझायल । ओ आब जटिल बुझा रहल छल ।

"तोँही कथी क' लेबही ?"- नङटहबा छौँड़ा कने पितायलसन बाजल ।

" से समयपर न बुझाइछै ।"- हैभीवेट मौगमेहराके आवाज दृढ रहितो नटुआपन झलकि गेल । किछु गोटेके संगे ओकरो हँसा गेलै । वातावरण

किछु तीत भ'गेलै आ वार्तालापक क्रम रुइक गेल । जे होइ मौगमेहरा सबके अपेक्षा विपरीत प्रस्तुत भेल छल ।

सुनामीमे जहाज हीलैत डोलैत अपना गतिमे आगू बढ़ल जा रहल छल । ओ खिड़की स बहरा तकलक । गाड़ी एकटा बेस नम्हर पाँतर स गुजैर रहल छल । आगू पाछू, दायाँ बायाँ कोनो गाम घर नइँ देखाइ द'रहल छल । कतौ कतौ सड़क स दूर खेतमे किछु ईँटा भट्ठा नजैर आइब रहल छल । सड़क कातमे एकटा गाछीके निच्चा ठाढ़ दू टा युवक गाड़ीके रोकबाक इशारा कयलक । रुकिते, दुनुगोटे गाड़ीमे फुर्ती स पैसल । एकटा जोरके आवाज सुनाई परल -"हय, गाड़ी बन्द कर ।"

"बुझाइय बदमाससुन गाड़ीमे चढ़ गेल हय ।"- मौगमेहरा फुसफुसायल ।

"हय, जेतना गोटे ठरा छे बइठ जो, न त गोली मार देबौ ।"- एकटा युबक धमकीयलक । सब पैसेन्जर बइस गेल । मौगमेहरा घुसइक क' ओकरा आ मेघनाथक बीचमे बइस गेल । दुनु युवकक हाथमे नलकटुवा छल । जेना लकवा माइर देने होइ, गाड़ीमे मरकी पसैर गेल छल ।
.....गाम शहर, देश विदेश, भ्रष्टाचार, कमीशन, लोकतन्त्र, तानाशाही, मानवीयता, बहादुरी आदि सब विषयसब शान्त छल । पछिलका सीटपरके नङटा छौँड़ा, गोल गलाबला पहलमान, पढ़ाकु युवक, खद्दरधारी भलमानुस, सब थरथर, शान्त छल ।

"पैसा निकाल !"- एकटा युवक कन्डक्टर दिस नलकटुवा तनलक । कन्डक्टर झट् द' पैसाबला बैग आगू क'देलक । जानक डर सबके होइछै । दोसर युबक बैगमे स रुपैया निकाइलक' अपन जैकेटमे कोँचलक । दुनु युवक गाड़ीमे चारु दिस नजैर दौड़यलक । पाछू दिस ओकर सबके नजैर दुनु युवतीपर परलै । पहिरन ओढ़न स युवतीसब सम्भ्रान्त परिवारके लगैत छल । दुनु युवक बसके बीचमे बैसल लोकसबके नँघैत पछिलका सीट धइर पहुँछल आ युवतीके हाथ पकैर क' खीच' लागल -"उठ् !"

युवतीसब घिघियाइत हाथ छोड़यबाक कोशीस क'रहल छल। दुनु युवक पूरा दम लगाक' युवतीके गरियबैत सीट स बाहर खींच रहल छल। दुनुके ध्यान युवती दिस छल। "उठ् नइँ त गोली मार देबौ ....." - गरियबैत एकटा युवक नलकटुवा सोझ कयलक। तखने मौगमेहरा फुर्ति स ओकर हाथ पकैर क' बसके छत दिस उठा देलक। ई सबहक अपेक्षा विपरीत छल। ओ त विस्मिते रहि गेल। हड़बड़ीमे घोड़ा दबा गेल आ फायर भेल - 'धायँ'।

"माँइँ गे !"-युवती चिचियायल आ सीटक बीचमे घुसिया गेल। ताधइर मौगमेहरा ओहि युवकके मूँड़ीके जोर स एकटा सीट स टकरा देलक, ओ धड़फड़ा क' खसल। दोसर युवक तेजी स मौगमेहरापर नलकटुवा सोझ कयलक। मौगमेहरा झट् द' ओकरो हाथके झटैक देलक, मुदा फायर भेलै। सुसंजोग जे गोली मौगमेहराके केश छूबैत पछिलका सीसा तोरैत बहरा निकैल गेल। ओ युवक मौगमेहराके कपारपर नलकटुवाके हत्था स प्रहार कयलक। बहैत खूनके बिनु परबाह कयने मौगमेहरा दुनु युवकके ठोँठरी धयने छल। शारीरिक मेहनति आ नाँचक अभ्यासक क्रममे शारीरिक कसरत स बलिष्ठ मौगमेहरा असगरे दुनु युवकके रगड़ने छल। मौगमेहराक ठेहुन आ मुक्काके प्रहार स दुनु युवकके सेहो माथ आ नाक स खून बहि रहल छल। माइर देबाक, गोली मारबाक आ बम स उड़ा देबाक धम्की आ गाइर दैत ओहो दुनु युवकसब अपन पूरा तागत लगा रहल छल। मौगमेहरा अकसक भ' रहल छल। अचानक मौगमेहरा गरजल -"रे साला सुन ! आब कथीके डर लगैछौ, नलकटुवामे के गोली सठ न गेलै। रे मार न सारसुन के।"

अखन धइर बस भयग्रस्त आ स्तब्ध छल। सबकिछु जेना अविश्वसनीय छल। मौगमेहरा फेर गरिययलक। अचानक ओकरा बगल स मेघनाथ छड़पल। ओ धयलक एकटा के। आब मोकाबिला बराबर छल। दू भर्सेज दू। दुनु बदमास युवक अधमरु भ'गेल छल। नङटा छौंड़ा सेहो आगू बढ़ल। पहलमानजी सेहो, आरो कतेको। सब मिलिक' ओहि दुनु युवकके थौआ करैत गाड़ी स घीच क' निच्चा उतारक। दुनुमे हील' डोल' के तागत तक समाप्त भ' चुकल छल। मुदा ओकरा सबके

चारुकात स घेरने पैसेन्जरसब दे लात  दे मुक्का,  दे एँड़,  थौआ क'रहल छल ।

मौगमेहराके माथ फूटल छलै आ हाथ पैरमे कय ठाम छिला गेल छलै । मौगमेहरा सीटपर बइस क' अपन फूलल साँसके नियन्त्रण कर'के कोशीस क' रहल छल आ फूटल छिलायल ठामसबके देइख रहल छल । ओकरा अखनो विश्वास नइँ भ'रहल छल । मौगमेहराके ई रुप अप्रत्यासित छल । गरीबनी अपन मोटरीमे स एकटा कपड़ाके टुकड़ा फाइरक'  मौगमेहराके माथ स बहैत खूनके पोछलक आ कपड़ाके पट्टी बाइन्ह देलक । गरिबनी गरिययलक-
" सरधुवा, मरकीबला,  मायो बहिनके न चिन्हइ हइ । कहु त, एत्तेगो बलजोरी !"

मौगमेहरा,  सड़कपर दुनु बदमासके पीटि रहल पैसेन्जरसबके देइख क'  मुस्कायल -"मरल बाघके मोँछ कइसे उखाड़ रहल हइ,  देखियउ न हजूर !" मौगमेहराक सौर्य सत्य छल । ओ मात्र नटुवे नइँ छल । नचनाइ त ओकर पेट भरबाक रस्ता छल । ओहिना जेना धनकटनी,  जेना कारीगरी वा बूट पालिस वा जेना कारखानामे कारीगरी । नटुआगिरी ओकर ढंग छल,  कमजोरी नइँ । ओकरा अपन सोँचपर लाज लाइग गेलै ।  'ओउफ् !'  मौगमेहराक व्यंग्य । ओकरा बुझयलै जेना केओ छातीमे छूरा भोँइक देने होय ।

"हे, आब नइँ, मइर जतै त खून मुद्दा लगतो"-केओ बाजल ।

"बान्ह के ले चला सला सुनके । परहरी के बुझा देबै ।"- दोसर सुझाव देलक ।

दुनुके उनटा बान्ह बाइन्हक' गाड़ीमे लादल गेल ।  'गुरुजी' गाड़ीके स्टार्ट कयलक । सुनामी यात्रा फेर शूरु भ'गेल ।  आगू चमेलिया माई आयल । अइगमुत्ता छौँड़ा  'चमेलिया माई की जय' के नारा बिनु लगेनही गाड़ी स उतैर गेल । ओतहके पुलिस चौकीमे दुनु बदमासके बुझाओल गेल । इन्सपेक्टर बाजल -"एना कतौ मारलकैय,  मइर जइतै त सबके खून

मुद्दा लगितै । कथी भेल छलै ?" पैसेन्जरसब ओकरा सब बात जानकारी करौलककै । मौगमेहराके बयान लेलगेल, कन्डक्टरके सेहो । इन्सपेक्टर कानूनी प्रक्रिया देखबैत गाड़ीके किछुकाल आरो रोक' चाहैत छल । मुदा कन्डक्टरके कतेक हाथ पैर जोड़लाक बाद, बजौलापर हाजिर होबाक शर्त आ 'गोप्य' वार्ताके बाद पिण्ड छूटल । गाड़ी आगू बढ़ल । गाड़ीमे शान्ति छल, लोकक चेहरापर भय अखनो जेना कायमे छल । लोकक नजैर घुइम घुइम क' मौगमेहरेपर अटैक जाइत छल । मौगमेहराके चेहरापर एकटा आश्वस्तपन आ सौर्य छल । 'गैर बजार' आयल । ओ गरिबनी मोटरी काँख तर धयलक आ मौगमेहरा दिस तकलक । मौगमेहरा आँइख मुनने चोटसबके दर्दपर काबू पाब'के कोशीस क'रहल छल शायद ।

"बौआ ! बड़ दुखाइछौ ?"- गरिबनी मौगमेहराके माथपर हाथ देलक ।

"न , ठीके हइ ।"-मौगमेहरा मुस्काइत आँइख खोललक । "नवलपुरमे दरदके गोटी कीन के खा लिहा , न दुखयतो, गैर बजार आ गेलै । हम उतरइ छियो ।"-गरिबनीके स्वरमे स्नेह छल ।

"होतै बहिन, जाउ !"- मौगमेहरा नम्र स्वरमे बाजल । आन पैसेन्जरसंगे गरिबनीओ उतैर गेल । भयके मात्रा आब किछु घटल जका बुझायल । तैयो गाड़ीमे गाँयँ भाँयँ नइँ छल । हँ ! गुन गुन, भुन भुन बइढ़ रहल छल । नवका पैसेन्जरसब पुरनासब स घटनाके बारेमे बूझ चाहि रहल छल । नजैरसब घूइम घूइम क' मौगमेहरेपर केन्द्रित भ'रहल छल । मौगमेहरा हीरो भ'गेल छल । मौगमेहरालेल धन सन, ओ आँइख मुनने सीट स पीठ्ठी सटयने ओङ्गठल छल ।

आब सुनामी कम भ'गेल छल । ग्रेभेलबला सड़क आइब गेल छल, तैँ गाड़ीके गति बइढ़ गेल छल ।

"तइके देरीमे अब नवलपुर आ जतै ।"- मेघनाथ बाजल ।

ओकरा मनमे अखनो किछुकाल पहिनेके दृश्य नाइच रहल छल। ओकर उत्पीडित वर्गक अधिकार आ संघर्ष सम्बन्धी प्रशिक्षण, बसमेके पैसेन्जरसबके रबैया आ मौगमेहराके सौर्यमे कतह तालमेल अइछ ? राजमार्ग नजैर आयल। बस स्टैन्ड आइब गेल। गाड़ी अन्तिमबेर साँस लेलक। श्वेतकेशी आ मुसरी नाँङेरसन टीकीबला वृद्ध ड्राइभर गाड़ी स उतरल। खलासी अन्तिम बेर चिचियायल -" नवलपुर, उतरै जाउ !"

मेघनाथ आ ओ, दुनु गाड़ी स उतरल। मौगमेहरा सेहो उतरल। "आब केम्हर जयबा तोँ ?"- ओ मौगमेहरा स पुछलक।

"अब कहीँ न जबै हजूर, जहाँ जहाँ चोट लागल हय, से दरद करैय, माइ बाउ याद पर गेल। फेनु लउटके गउँए जबै। घाउ चोट ठीक हो जतै तभिए कहीँ जबै।"-मौगमेहराके स्वरमे जेना कोनो अबोध बालक बाइज रहल छल। दुनु युवती अपन परिजनके कन्हापर, सिसकैत, घटनाके बयान क' रहल छल। किछुए क्षणमे मौगमेहराक बहादुरीके कथा पसैर गेल छल। लोकसब मौगमेहराके कोमल भाव, लचकदार चाइल ढाल आ सौर्यक कथाके मिलाक' ओकरा दिस आश्चर्य मिश्रित नजैर स देइख रहल छल।

"अगिलका चौकपर, रोडपर गाड़ी लागल होतै।"- मेघनाथ बाजल आ दुनुगोटे आगू बइढ़ गेल। ओकरा मनमे एकटा भाव उठले, देशमे जौँ एहने किछु निर्दोष, इमान्दार, मेहनतिया आ बहादुर मौगमेहरा भ'जाय, त देशके उद्धार भ'जाइत। 'खोज' परतै, एकटा अइछ, त आरो अवश्ये होयत, आ सबके एक ठाम जमा कर' परतै '- ओ मनेमने सोँचलक।

राजमार्ग पर राजधानी एक्सप्रेस ठाढ़ छल। मेघनाथ नमस्कार कयलकै - "याद रखबै सर !" ओ मूँड़ी हिलयलक, आ गाड़ीमे चइढ़ गेल। ओकरा छातीमे छूरा अखनो गाड़ले बुझयलै। मौगमेहरा कहने छल - 'मरल बाघके मोँछ कइसे उखाड़ रहल हइ, देखियउ न हजूर !'

राजमार्गपर राजधानी एक्सप्रेस दौड़ रहल छल।

(०६९ ९ ८, रइब दिन)

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

**२.३.आचार्य रामानन्द मण्डल- कोरोना**



## आचार्य रामानंद मंडल

## कोरोना

मास्टरनी पत्नी के सहयोग लेल जातिगत जनगनना के पहिला दौर मकान गनना करे पंचायत के गनना ब्लाक मे गेली।दस गो भवन गनना के बाद एगो भवन प्रांगन मे पहुंचली। बरामद पर राखल अंखरा चौकी पर बैठे के चाह ली।तभीये एगो बुढी के आवाज आयल -रुकल जाव।अंखरा चौकी पर न बैठू। हमरा जाजिम बिछाबे देल जाउ।तब बैठल जतैय।हम कहली -कोनो बात न हय।कनिके देर के बात हय। हमरा सभ के देर हो जायत।बुढी बोललन -न।जाजिम बिछाबे दूं।तब बैठब। अंहा सभ अभी अइली हय।फेर कब आयब। अंहा सभ शिक्षक छी। शिक्षक आदरनीय होइ छथिन।

बुढी चौकी पर जाजिम बिछैलन आ कहलन -आबि बैठ के काज करु।

हम पुछलियेन -कै गो बेटा हय।बुढी बोललन -तीन गो बेटा हय।आंसू भरल आंखि आ भर्राइत आवाज मे बोललन -बड़का बेटा न हबे।छोटका बेटा कंहा भाग गेल से पता न हय।मंझला बेटा,पुतोहु आ एकटा पोता हय।

हम पुछलियेन -छोटका बेटा कैला भाग गेल।बुढी डबडबाइत आंख आ रोइत आवाज मे बजलन -वोकर संगत खराब भे गेल रहैय। गांजा,भांग,शराब खाय पियैत रहेय।वोकर बिआहो हो गेल रहेय। औंरी दिखा के बोललन-एगो इहे पोता वोकर जनमल हय।पुतोहुओ छोड़ के चल गेल।

हम पुछलियेन -आ बड़का बेटा।

बुढी बोललन -वो करोना से मर गेल।

हम कहलियेन -कोरोना से।

बुढी बजलन -हं।वो हैदराबाद मे एगो अखबार मे काज करैत रहैय।दू गो बेटी आ पत्नी संग उंहे रहे। पहिले वोकर पत्नी के कोरोना भे गेल रहैय।हमर बेटा छुट्टी लेके वोकरा खूब सेवा सुसुर्सा कैलक।वोकर कोरोना छूट गेलैय आ हमरा बेटा के कोरोना भे गेल।वोकर पत्नी वोकर सेवा सुसुर्सा न कलकैय आ हमर बेटा मर गेल।

हम कहलियेन -सेवा सुसुर्सा न कैलन। कैला।

बुढी बजलन -वोकर पत्नी एगो एनजीओ मे काज करैत रहय।वो वोकरा छुट्टी न देइ। हमर बेटा सेवा सुसुर्सा न होय के कारण मर गेल।

हम पुछलियेन -पुतौहु आ पोती आबि कंहा हय।

बुढी बजलन -सभ हैदराबाद में।वो अभियो वही एनजीओ मे काज करैत हय।वो हमरा सभ के न देखैय हय।

मंझिला बेटा देखभाल करैय हय।पुतौह आ एकरा से एगो पोता हय।

हम पुछलियेन -कि करैय बेटा।

बुढी बजलन -बाजार पर एगो छोट मोट किराना के दूकान हय।

हम कहलियेन -सभ परिवार एके जगह राखब कि अलग अलग।

बुड्ढी बजलन -सभ के अलग अलग लिख दिऔ। हमरा छोटका बेटा संग लिख दिऔ।

हम कहलियेन -सभ लिख देली।

बुड्ढी अपन पोता से बजलन -बौआ। मम्मी के कहु चाह बनाबे के।

हम कहलियेन -छोड़ दिऔ।

बुड्ढी बजलन -न चाह त पिये के परत। हम्मर मालिक पति जौ तक जीवित रहला। हमरा दरबाजा पर से बिना चाह पीले कोई न गेलन।हम वो रिवाज केना छोड़ दूं।

बचबा चाह लेके आइल।हम एगो कप बुढी के ओर बढैली।

बुड्ढी बजलन -हम आबि चाह न पियैछी। जौं तकि मालिक रहलन।दूंनू गोरे साथे चाह पीबि।

हम कहलियेन -आबि दसखत क दियौ।

बुड्ढी दसखत कैलन - राधा झा।

हम दूनू गोरे परनाम क के उंहा से आगे बढ़ गेली।

याद रह गेल बुढी के डबडबाइत आंखि आ कोरोना।

-आचार्य रामानंद मंडल सामाजिक चिंतक सीतामढ़ी,*सेवानिवृत्त प्रधानाध्यापक, माता-चन्द्र देवी, पिता-स्व०राजेश्वर मंडल, पत्नी-प्रमिला देवी, जन्म तिथि-०१ जनवरी १९६० योग्यता- एम-एससी (रसायन शास्त्र), एम ए (हिन्दी)। रूचि- साहित्यिक, मैथिली-हिन्दी कविता -कहानी लेखन आ आलेख। प्रकाशित पोथी - मैथिली कविता संग्रह भासा के न बांटियो। २०२२ प्रकाशित रचना - सझिया कविता संग्रह पोथी - जनक नंदिनी जानकी आ शौर्य गान। २०२२ पत्रिका -मिथिला समाज, घर -बाहर आ अपूर्वा (मैसाम)। अखबार -दैनिक मैथिल पुनर्जागरण प्रकाश। सामाजिक-सामाजिक चिंतन, दायित्व- पूर्व जिला प्रतिनिधि, प्राथमिक शिक्षक संघ, डुमरा, सीतामढ़ी। स्थायी पत्ता- ग्राम-पिपरा विशनपुर थाना-परिहार जिला-सीतामढी। वर्तमान पता-पिपरा सदन,मुरलियाचक वार्ड-04 सीतामढ़ी पोस्ट-चकमहिला जिला-सीतामढी राज्य-बिहार पिन-843302*

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**



**आचार्य रामानंद मंडल**

**मैथिली**

हे सुनु त।

कहु कि कहइ छी।

पढियो न।हम एगो कथा लिखली हए।

लाउ पढैय छी।

एगो राजा रहैय।नाम वोकर दशरथ रहै।हुनका तीन गो रानी रहैय।बड़की के नाउ कौशल्या,मंझली के कैकेई आ छोटकी के नाउ सुमित्रा रहैइ।

हे।हम आबि न पढ़ब।

कैला।

हमर मुंह दुखाइ हैय। बुझाई जेना जीउ ऐठाईं गेल।

आउर पढ़ूं न।

न। हमरा सं न पढ़ाई हए।

देखियौ न।आइ के दैनिक मैथिल पुनर्जागरन प्रकाश मे विभूति आनंद के कथा छपल हए।वो कालेज मे प्रोफेसर रहलथिन हए ।

ज्या दियौ।इ मैथिली मे हए।अपन सभ के भासा इ न हए।

अंहु त मैथिलीये बोलैय छी।

हम मैथिली न बोलैय छी।हम घर मे टुटल फूटल हिंदी बोलैय छी।आ बाहर खड़ी हिंदी बोलैय छी।देखैय न छी।जे न पढल लिखल हैय वोहो अपना बच्चा के खड़ी हिंदी सिखावैय छियै।

इ अंहा कि भे गेल हए ।अंहा अपनो भासा के खराब क रहल छी। बिना पढल लिखल के भासा बोल आ लिख रहल छी।

आब अंहा पानी के पाइन,थाली के थारी, ग्लास के गिलास कहैय छी।इ ठीक बात हैय।पढ लिख के लोग एना बोलैय छी।धियो पूता के बोली बानी बिगड़ जतैय।

एना न कहु।इ मैथिली भासा लेके  युवक सभ आई ए एसो बन रहल हए।देखियौ न। शिवहर के एगो लड़िका मैथिली लेके आइ ए एस बनलैय हए। मिथिला मिरर के ललित नारायन झा इन्टरव्यू लेलथिन हए।

त इ बात हए ।

हं। मिथिला के मातृभासा मैथिली हए।अपना सभ त सीता के जनम स्थली सीतामढ़ी के छी।त हमरा सभ के मातृभासा मैथिलीये हए।आउर नयका शिक्षा नीति मे त प्राथमिक शिक्षा मातृभासा मे ही देल जतैय। बिहार लोक सेवा आयोग के परीक्षा मैथिली विसय लेके बहुते युवक बिहार प्रशासनिक सेवा मे गेल हए।

आंय।इ बात त हम न जनैत रहली हइ।हम त अपना धिया पुता के औफीसर बनाबे के सोचैत रहली हए।हम त बुझैत रहली हए कि एहन बोली भासा से हमर धिया पुता खराब हो जायत।अहिला हमरा इ बोली भासा न निमन लगैत रहल हए।अब त हम इहे भासा बोलब आ लिखब।चाहे जिउ ऐंठाय चाहे अउंरी दुखाय।

हे।आबि कनिका हमरा पढ़ के सुनाउ।तब फेर हम पढब।

त अच्छा सुनूं।

कौशल्या से राम, कैकेई सं भरत आ सुमित्रा सं लक्षमन आ शत्रुधन जनम लेलक। विश्वामित्र मुनि अपना यज्ञ के राक्षस सभ सं रक्षा के लेल राम आ लक्षमन के राजा दशरथ से मांग के ले गेलन।राम आ लक्षमन के विश्वामित्र जी धनुस यज्ञ देखाबे जनकपुर ले गेलन। रस्ता में एगो नारी अहिल्या अपना पति रिसी गौतम के त्याग के दुख सं पत्थर जेका भे गेल रहे। राम के पग ध्वनि सुन के होश मे आ गेलन। उ स्थान के अहिल्या स्थान आइ कहल जाइ हए।जनकपुर के राजा जनक अपना बेटी सीता के विआह लेल प्रतीज्ञा कैले रहलन कि जे वीर अइ शिव धनुस के तोड़ देत,हुनके से अपन बेटी सीता सं विआह करब।

सीता के जनम त सीतामढ़ी मे होयल रहे।

हं। मिथिला मे जौ अकाल परल रहे त राजा जनक कृसक बन के हर जोते सं पहिले महादेव के स्थापना आ पुजा कैलन उ स्थान के लोग हलेसर स्थान कहैय हए।

हं।हमहु दूनू गोरे त बसंत पंचमी के जल ढारे हलेसर स्थान गेल रही।

त सुनूं। हर जोतैत रहलन त सीतामढ़ी के पुनौरा मे खेत में एगो बच्ची हर के फार के नोक तर मिलल रहै नोक के सीत कहल जाइ हए। तैइला बच्ची के नाउ सीता रखल गेल।राजा जनक सीता के अपना राजधानी जनकपुर ले गेलन।

वही सीता के विआह राम से धनुस तोड़ला के बाद भे गेल।जनक जी के दोसर बेटी उरमिला स लक्षमन के आ जनक जी के छोट भाई के बेटी मांडवी स भरत के आ दोसरकी बेटी श्रुतिकिरती सं शत्रुधन के बिआह भे गेल।बिआह क के अयोध्या जाइत रहत त सीता के डोली के एगो विशाल पाकर के गाछ तर रखल गेल।वोइ तर एगो मनोरम पोखरो रहे । आइ वो स्थान के पंथपाकर कहल जाइ हए।

बाद मे राजा दशरथ राम के जुवराज बनाबे के चाहलन। परंच दोसरकी पत्नी कैकेई के चलते राम के वन जाय के परलैन।राम के संगे सीता आ लक्षमन जीयो वन चल गेलन।

वन मे सीता के राक्षस के राजा रावन अपहरन क के अपन राजधानी लंका ले गेल। हनुमान आ सुग्रीव के सहायता सं राम के वान से रावन मारल गेल।

राम अयोध्या के राजा बन लन।

हे।इ खिस्सा पहलेहु सुन ले रहली हैय परंच हिंदी मे।आबि अंहा के मुंह स मैथिली मे सुन ली हैय त बड़ा सुन्नर आ मिठगर लगैय हए।

हं। मैथिली भासा बड़ा मिठ भासा हए।

ऐही लेल विआहो सादी मे मैथिलीये मे लोग गीत गबैय हए।

लाउ।आबि हम पढैय छी।

राम जी के दुगो पुत भेल रहैय।लव आ कुश।

हे।सीता के एगो नाउ मैथिली हए।

हं।एहीले भसो मैथिली हए।

*-आचार्य रामानंद मंडल,* सामाजिक चिंतक सीतामढ़ी, *सेवानिवृत्त प्रधानाध्यापक, माता-चन्द्र देवी, पिता-स्व०राजेश्वर मंडल, पत्नी-प्रमिला देवी, जन्म तिथि-०१ जनवरी १९६० योग्यता- एम-एससी (रसायन शास्त्र), एम ए (हिन्दी)। रूचि- साहित्यिक, मैथिली-हिन्दी कविता - कहानी लेखन आ आलेख। प्रकाशित पोथी - मैथिली कविता संग्रह भासा के न बांटियो। २०२२ प्रकाशित रचना - सझिया कविता संग्रह पोथी - जनक नंदिनी जानकी आ शौर्य गान। २०२२ पत्रिका -मिथिला समाज, घर -बाहर आ अपूर्वा (मैसाम)। अखबार -दैनिक मैथिल पुनर्जागरण प्रकाश। सामाजिक-सामाजिक चिंतन, दायित्व- पूर्व जिला प्रतिनिधि, प्राथमिक शिक्षक संघ, डुमरा, सीतामढ़ी। स्थायी पत्ता- ग्राम-पिपरा विशनपुर थाना-परिहार जिला-सीतामढी। वर्तमान पता-पिपरा सदन,मुरलियाचक वार्ड-04 सीतामढ़ी पोस्ट-चकमहिला जिला-सीतामढी राज्य-बिहार पिन-843302*

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

**२.५.आचार्य रामानंद मंडल- नेपाल: मधेश बनाम मिथिला**



**आचार्य रामानंद मंडल**

## नेपाल: मधेश बनाम मिथिला

आइ कालि पड़ोसी देश नेपाल में मधेश के लेके हंगामा मचल हैय।कि आठ जिला जे मिथिला क्षेत्र हैय,वोकरा नेपाली संसद दू तिहाई मत से मधेश प्रदेश नाउ घोषित कै देलिके। पहिले एकर नाम प्रांत नंबर-०२ रहै।

अइ ऐतिहासिक घटना के लेल नेपाल में राजशाही के समाप्त भेला पर आ प्रजातंत्र घोषित भेला के घटना के देखनाइ आवश्यक हैइ।

वर्तमान संविधान -2015 सातवां संविधान हैइ।2007 के अंतरिम संविधान आ 2006 के शांति समझौता से निर्देशित हैइ।

नयका संविधान लैंगिक भेदभाव पूर्ण हैइ।इ एकल महिला के बच्चा के नागरिकता देबे से मना करैय छैय। नागरिकता के लेल माय बाप के नेपाली नागरिक होनाइ आवश्यक हैइ। विदेशी महिला से शादी करने वाले नेपाली नागरिक के बच्चा के नेपाली नागरिकता मिलतै परंच विदेशी महिला मां को नागरिकता नै मिलतै।अइ आधार पर मधेशी समुदाय,जे सीमा पार भारतीय महिला के संग विआह करै छैय, असमानता से प्रभावित होइ छैय। मधेशी लोग उत्तर भारत के लोग से जाति आ सामाजिक रूप से जुड़ल हैइ।

मधेशी राजनीतिक दल राज्य में आनुपातिक प्रतिनिधित्व के मांग करैत रहे। परंच तराई क्षेत्र के75 में20 जिला में50 प्रतिशत आबादी रहै हैइ।संसद में165 में100सीट पहाड़ी आ पर्वतीय क्षेत्र के। जौं कि कुल आबादी के50 प्रतिशत से भी कम हैइ। जौं कि तराई के आबादी 50प्रतिशत सं ज्यादा हैइ।आ तराई क्षेत्र के65 सीट देल गेल हैय।

अइ लेल मधेशी विरोध में मधेश आन्दोलन चलैलक। मधेश आन्दोलन मुख्य रूप से राजनीतिक आंदोलन हैइ।

पहिला मधेश आन्दोलन- 2007

अंतरिम संविधान के घोषणा के बाद शुरू भेल। संविधान में मधेशी आ हाशिया के समुदाय आ जातिय समुदाय के समान प्रतिनिधित्व के अनदेखी पर।जन आन्दोलन राज्य के पुनर्गठन के राष्ट्रीय विमर्श में जातीय राष्ट्रवाद के प्रमुख मुद्दा बनल।पहिला आंदोलन संविधानिक पहिचान, प्रतिनिधित्व आ राजनीतिक शक्ति के कुछ हद तक लावे में सफल भेल।इ आंदोलन राज्य के खिलाफ जातीय समूह के शिकायत के परिणाम रहें।

दोसर मधेश आन्दोलन-2008

दोसर आंदोलन संघवाद, आनुपातिक प्रतिनिधित्व आ जनसंख्या के अनुसार चुनाव क्षेत्र के लेल भेल। जनसंख्या के आधार पर चुनाव क्षेत्र आ संघवाद मान लेल गेल।

तेसर मधेश आन्दोलन-2015

सामाजिक परिवर्तन के आंदोलन बाद भी मधेशी के संग गलत व्यवहार आ समान अधिकार सं बंचित राखल गेलैय।

संघीय प्रांत के अनुचित गठन आ तराई के केवल आठ जिला के एकटा प्रान्त बनायल गेल। जौं कि चौदह जिला पहाड़ी क्षेत्र से रहे।

भागेदारी आ आनुपातिक प्रतिनिधित्व-

राज्य के अंगों आ सार्वजनिक रोजगार में45प्रतिशत सत्तरह समूहों के लिए आरक्षित हैइ। सामाजिक रूप से पिछडल महिला, दलित, आदिवासी, जनजाति,खास आर्य,थारू, अल्पसंख्यक समूह, विकलांग, हाशिया समूह, मुस्लिम, पिछड़ा वर्ग,, लिंग आ धर्मनिरपेक्ष रुप से अल्पसंख्यक समूह, युवा, किसान, मजदूर,उत्पीडीत आ पिछड़ा क्षेत्र के नागरिक।इ सामान्य विभाजन रहै। युवा आ ऐतिहासिक रूप से हाशिए पर रहेवाला मधेशी या खास आर्य, पहाड़ी उच्च जाति समुदाय से पहिले से ही राजनीति में प्रमुख हैइ,आ एक ही श्रेणी में आवैत रहे।

मधेशी आंदोलन बाइस जिला के मधेश प्रदेश के लेल रहे। परंच आठ जिला के संसद दो तिहाई मत से मधेश प्रदेश तथा राजधानी जनकपुर धाम घोषित कै देल के,जे नंपहिले प्रांत नंबर-०२ रहै।

आबि विवाद इ हैइ कि जौ बाइस जिला के मधेश प्रदेश रहितै जे चूरे पर्वत श्रृंखला से लेके दच्छिन सीमा भारत पुरब से पच्छिम तक हैंय त कोनो विवाद नै रहतै। परंच वर्तमान जे आठ जिला हैइ, विशुद्ध रूप से पौराणिक मिथिला क्षेत्र हैइ।तै मधेश प्रदेश के नाउ मिथिला प्रदेश रहे के चाही। जनकपुर धाम त राजधानी घोषित भे चूकल हैयै। मिथिला के संस्कृति पर इ कुठाराघात हैइ। परंच अइ मामला पर मधेशी दू फांक हैइ। मिथिला में मैथिली भाषा के आंदोलन पर दू फांक के बड़ा घड़ा गैर ब्राह्मण कायस्थ मिथिला प्रदेश के नाउ पर एक्का नै हैय।इ वर्ग सांस्कृतिक आ मैथिली भाषा के नाम पर दूतकारल आ उपेक्षित कैल गेल हैइ।अइ वर्ग के भाषा मैथिली के रार (बज्जिका)आ ठेठ मानल जाइ छैय। मैथिली अकादमी अइ वर्ग के साहित्य के मान्यता नै देइ छैय । कुछ लोग मगही के समर्थन में छैय। इ वर्ग मिथिला नाउ के ब्राह्मणवादी मानै छैय। तैं मिथिला नाउ के विरोध करैत छथि। तैं प्रदेश के नाम मधेश प्रदेश घोषित भेल। परंच मिथिला के समर्थक मिथिला आ संस्कृति के लेल उद्यम हैइ।

निष्कर्ष रूप में मधेश प्रदेश जातीय राष्ट्रवादवाद के परिणाम हैइ।

-आचार्य रामानंद मंडल सामाजिक चिंतक सीतामढ़ी,*सेवानिवृत्त प्रधानाध्यापक, माता-चन्द्र देवी, पिता-स्व०राजेश्वर मंडल, पत्नी-प्रमिला देवी, जन्म तिथि-०१ जनवरी १९६० योग्यता- एम-एससी (रसायन शास्त्र), एम ए (हिन्दी)। रूचि- साहित्यिक, मैथिली-हिन्दी कविता - कहानी लेखन आ आलेख। प्रकाशित पोथी - मैथिली कविता संग्रह भासा के न बांटियो। २०२२ प्रकाशित रचना - सझिया कविता संग्रह पोथी - जनक नंदिनी जानकी आ शौर्य गान। २०२२ पत्रिका -मिथिला समाज, घर -बाहर आ अपूर्वा (मैसाम)। अखबार -दैनिक मैथिल पुनर्जागरण प्रकाश। सामाजिक-सामाजिक चिंतन, दायित्व- पूर्व जिला प्रतिनिधि, प्राथमिक शिक्षक संघ, डुमरा, सीतामढ़ी। स्थायी पत्ता- ग्राम- पिपरा विशनपुर थाना-परिहार जिला-सीतामढी। वर्तमान पता-पिपरा सदन,मुरलियाचक वार्ड-04 सीतामढ़ी पोस्ट-चकमहिला जिला- सीतामढी राज्य-बिहार पिन-843302*

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## २.६.आशीष अनचिन्हार-पाठक हमर पोथी किए पढ़थि?



**आशीष अनचिन्हार**

## पाठक हमर पोथी किए पढ़थि?

एहि शीर्षककेँ एनाहुतो लीखि सकैत छी जे "पाठक हमर पोथी किए किनताह"। एहि तरहक विषयपर विवाद होइत रहत मुदा हमरा लाभ बुझाइए जे हम पाठक लग अपन self-appraisal प्रस्तुत कऽ रहल छी। बहुत लोक एकरा नैतिक रूपे खराप मानताह तँइ मैथिलीमे एहन विषयपर नै लीखल गेल (मौखिक तँ सभ लेखक करिते छथि) मुदा हम नहि मानैत छी। कहबाक लेल तँ ई  self-appraisal प्राइभेट नौकरी लेल छै जाहिमे कर्मचारी अपन गुणक विवरण दैत छै आ ओकर बॉस ओकरा देखि कऽ मिलान करै छै जे लिखल चीज वास्तवमे सही छै कि नै आ तकर बाद ओहि कर्मचारीक वेतन वृद्धि वा प्रमोशन होइत छै। हमरा लगैए जे ई साहित्यो लेल नीक काज करत। एहि विषय अंतर्गत लेखक अपन पोथीक ओहन किछु विशेषता अवश्य लीखथि जकरा बादमे समीक्षक-आलोचक देखि कऽ तय कऽ सकथि जे देल गेल विशेषता केर निर्वाह पोथीमे भेल छैक वा कि नै। आ एहि क्रममे हम अपन पोथी "अनचिन्हार आखर" जे कि 2011 मे श्रुति प्रकाशन, दिल्लीसँ प्रकाशित भेल छल तकर विवरण प्रस्तुत केने रही जे कि विदेहक 1 अगस्त 2021 केर अंकमे प्रकाशित भेल छल। आब अही

क्रममे हमरा एवं गजेन्द्र ठाकुरजी द्वारा संपादित पोथी "मैथिलीक प्रतिनिधि गजल 1905 सँ 2022 धरि" पाठक लग प्रस्तुत कऽ रहल छी। आबी किछु एहन बातपर जाहिसँ ई पाठककेँ ई सहूलियत हेतनि जे उपरमे लिखल पोथी किए पढ़बाक चाही वा कि किए किनबाक चाही---

1) आन जे कारण हो मुदा एहि पोथीकेँ एकमात्र कारणसँ पढ़ल-कीनल जा सकैए आ ओ कारण अछि जे एहिमे लगभग हरेक पुरान गजलकारक गजल संग्रहीत अछि। एहिसँ पहिने गजलक नामपर जे कोनो संकलन आएल ताहिमे मैथिलीक प्राचीन गजलकेँ नै राखल गेल। कोन कारणसँ नै राखल गेल से स्पष्ट छै। प्राचीन गजल सभ पूर्णतः व्याकरणक पालन करैए मुदा आन संपादक सभ एहि प्राचीन गजलकेँ ई सोचि कात रखने हेता जे कहीं जनताक सामनेमे हमर सभहक कथित गजलक पोल ने खुजि जाए।

हम ई दावा नै करैत छी जे एहि पोथीमे 100 प्रतिशत प्राचीन गजल संकलित भेल हएत मुदा हमरा एतेक भोरस अछि जे एहिमे 98-99 प्रतिशत प्राचीन गजल पाठककेँ भेटि जेतनि।

2) प्राचीन गजलमे व्याकरणक पालन केना भेल छै से जनबाक लेल एहि पोथीकेँ पढ़ल-कीनल जेबाक चाही।

3) ई पोथी एकमात्र संकलन अछि जे मैथिली गजलकेँ संपूर्णता संग प्रकाशित करैत अछि। पाठक एकै बेरमे मैथिली गजलक आदि, मध्य ओ वर्तमान जानि सकै छथि।

4) साहित्यमे खास कऽ गजलमे प्रेमपरक विषय अनिवार्य रूपसँ अबैत छै मुदा अधिकांशतः प्रेमपरक रचना एक सीमाक बाद बाधक भऽ जाइत छै। मुदा प्रस्तुत पोथीमे प्रेमक प्रयोग एना भेल छै जे बाप-बेटी वा कि भाए-बहीनि एकै संगे एहि पोथीक रचना सभकेँ पढ़ि सकैत छथि।

5) जे पाठक मैथिली गजलक विकास बूझए चाहै छथि तिनका ई पोथी अवश्य पढ़बाक चाही। ई पोथी अही विधा केर अछि।

एहि पाँच टाक अतिरिक्त आरो बात सभ अछि जाहि लेल पाठककेँ ई पोथी पढ़बाक चाही मुदा एहि ठाम ओ बात सभहक खोज करबाक लेल हम पाठक एवं आलोचक दूनूकेँ आग्रह करबनि।




**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## २.७.कुमार मनोज कश्यप- गनगुआरि



**कुमार मनोज कश्यप**

**१ टा लघुकथा**

### गनगुआरि

कोन धरानिये एक-एक टा पाई जोड़िया ओ दू रूमक फ्लैट बुक करा पाओल रहै से वैह जनै छै1 बैंक के किश्त चुकबै मे खान-पान, रहन-सहन सभक स्तर न्यूनतम भऽ गेल रहै। मोनेमोन हिसाब लगाबय जे फ्लैट भेट गेला पर मकान किराया बाँचि जेतै तऽ आर्थिक स्थितियो सुधरि जेतै। मुदा अपन सोचल केकरा भेलैयै ? फ्लैट कब्ज़ा मे देरी जखन सभ के असह्य बुझे लै तखन दिन राति एक कऽ कऽ यूनियन बनलै आ शुरू भेलै धरना-प्रदर्शन के दौड़। एम्हर बिल्डर दिस सऽ नोटिस भेटलै दू लाख रूपया आओर जमा करबै लै; कारण निर्धारित सुपर बिल्ट-इन-एरिया अंतिम निर्माण मे बढ़ि गेल छलै। बिल्डर संग एकरा सभक प्रतिनिधि के कैक दौड़क बैसार भेलै। एक दिन मीटिंग सऽ बाहर आबि प्रतिनिधि सभ के सम्बोधित करैत कहलकै - 'एरिया के संग-संग निर्माण-सामग्री के लागत बढ़ने ई बढ़ल राशि युक्तिसंगत छै आ हमरा सभ के देबहि पड़त। बिल्डर अपना घर सऽ डाँड़ तऽ नहिं सहतै? हमरा सभ लै खुशखबरी अछि जे आहाँक प्रतिनिधि सभ के सतत जोर देला

आ कतेक घमर्थन के बाद बिल्डर दस प्रतिशत राशि कम करबा लै तैयार भऽ गेल अछि। जैह हाथ सैह साथ!  आब हमरा सभ बाकी रकम जतेक जल्दी जमा करबा देबै ततेक जल्दी फ्लैट के कब्ज़ा भेट जैत।'

लोकक मुँह खुजल के खुजले रही गेल रहै.. मुस्कान छलै तऽ मात्र प्रतिनिधि सभ के चेहरा पर!

**-कुमार मनोज कश्यप, सम्प्रति**: भारत सरकार के उप-सचिव, **संपर्क:** सी-11, टावर-4, टाइप-5, किदवई नगर पूर्व (दिल्ली हाट के सामने), नई दिल्ली-110023 मो. 9810811850 / 8178216239 ई-मेल : writetokmanoj@gmail.com

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

## २.८.निर्मला कर्ण- अग्नि शिखा (खेप-१४)



निर्मला कर्ण (१९६०- ), शिक्षा - एम् ए, नैहर - खराजपुर,दरभङ्गा, सासुर - गोढ़ियारी (बलहा), वर्त्तमान निवास - राँची,झारखण्ड, झारखंड सरकार महिला एवं बाल विकास सामाजिक सुरक्षा विभाग मे बाल विकास परियोजना पदाधिकारी पद सँऽ सेवानिवृत्ति उपरान्त स्वतंत्र लेखन।
मूल हिन्दी- स्वर्गीय जितेन्द्र कुमार कर्ण, मैथिली अनुवाद- निर्मला कर्ण

अग्नि शिखा (भाग - १४)

**पूर्व कथा:**
देवर्षि नारद संऽ सम्राट पुरूरवाक यशोगाथा सुनि कऽ देव लोक मे सभ कियो चमत्कृत भेल छथि । इन्द्र अपन समस्याक समाधान पाबि प्रसन्नचित्त छथि । अप्सरा उर्वशी सम्राट पुरूरवाक यशोगाथा सुनि हुनका अपन दिल समर्पित कऽ देलथि ।
**आब आगू:**
पुरंदर के निमंत्रण पर आई पुरूरवा सदेह स्वर्ग मे समुपस्थित भेल छथि l इन्द्रक प्रसन्नताक ओर अन्त नहि अछि l स्वर्ग लोक आई आनंद सरोवर मे सराबोर भेल अछि l इन्द्रक प्रासाद पुरुरवा के पाबि प्रफुल्लित अछि l पुरंदर भूपति के भांति-भांति के व्यंजन संऽ स्वागत सत्कार केलनि l हुनक गुणगान गंधर्व गण सुर लय बद्ध कऽ सुनाओल l स्वर्गक अप्सरा मेनका अपना हाथें सोमरस स्वर्ण पात्र मे भरि-भरि कऽ राजा के पान करवा हेतु साग्रह प्रस्तुत कएल l पुरूरवा इन्द्र के द्वारा कएल अपन एहि

स्वागत सत्कार संऽ अत्यन्त प्रसन्न भेलाह l मणि रचित सिंहासन पर एक दूसर के समक्ष पुरूरवा आ पुरंदर बैसल छलाह l पुरूरवाक सुंदरता इन्द्र के समक्ष द्विगुणित भेल छलनि l आई इन्द्रक आभा भूमंडलेश्वर के समक्ष क्षीण परि गेलनि l

अपन हृदय के वश मे नहि पाबि उर्वशी हुनक स्वागत मे उपस्थित नहि भेलिह l ओ शव के भांति अपन स्वर्ण-पर्यंक पर निज प्रासाद मे बैसल छलीह l हुनक सखी चित्रलेखा हुनक समक्ष बैसल छलीह l ओ भरि मोन राजाक सौंदर्य के यशोगाण उर्वशी के समक्ष कऽ रहल छलीह l उर्वशी अन्तरमन मे मुग्ध भऽ रहल छलीह राजाक यशोगान संऽ l ओ पुरूरवा के विषय मे चित्रलेखा संऽ एक-एक बात विश्लेषण करइत पूछि रहल छलीह l चित्रलेखा पूछलथि हुनका संऽ - "तों किएक नहि हुनक परिचर्या मे जाइत छह"?

"ह _ ह_ हमर हालत ठीक नहि अछि"|

" मुदा हम तऽ देखि रहल छियह जे तों बहुत नीक सऽ छह। तों पूर्ण स्वस्थ छह। फेर एहन बेरुखी किएक केने छह"?

"काल्हिये सऽ हमर मोन स्वस्थ नहि अछि,ताहि संऽ हम ओतह नहि गेलहुँ। यदि हम ओतह गेल रहितहूँ आ अस्वस्थताक कारण चेतना शून्य भऽ जइतहूँ तखन हमर कतेक उपहास होइत!सखी!तों कनिक ई बात सोचऽ । तोरा ई बात किएक नहि बुझाइत छह"?

" अहुना कतहु होइत छैक सखी ! हमहूं सभ कतेक अप्सरा सभ ने गेल रहियैक,ओहि मे की सब केओ स्वस्थ छल ? मुदा केकरो संग एहेन घटना कहाँ भेल!फेर तों किएक एना डेराइत छह"?

"तोहर सबहक बात किछु आओर छैक,तों सभपूर्ण रूपेण स्वस्थ छह l हम किछु दिन संऽ अस्वस्थ छी,एहि कारण ई सभ कोनो बात अथवा काज मे हमरा रूचि नहि रहि गेल अछि"|

चित्रलेखा के उर्वशीक एहन व्यवहार संऽ किछु-किछु आशंका होमय लगलइन्हि,मुदा ओ उर्वशी पर ई बात प्रगट नहि केलन्हि l ओ मौन भऽ गेलीह l

\- - -

इन्द्र अपन व्यथा कथा आ दानव गणक दु:स्साहस केर वर्णन पुरूरवा

संऽ सांगोपाँग केलनि l भूपति हुनक सभ बात दत्तचित्त भऽ सुनति रहलाह। तदुपरांत अपन युद्ध व्यवस्था के स्पष्ट करैत इन्द्र अपन मूल मंतव्य प्रगट केलनि -
"भूपति ! हमर इच्छा अछि आहाँ देव दानव के अहि युद्ध मे देवताक सहायता करी l स्वर्गक प्रतिष्ठा बचेवाक आब मात्र यैह एक मार्ग शेष अछि"|
"हम देवताक सहायता कऽ अपना के कृतकृत्य बुझब, देवेन्द्र ! मानव आ देवताक मित्रता तऽ सदिखन सऽ रहल,हम भला ओकर प्रतिकूल कोना जा सकैत छी "?
"तखन अहि युद्ध के लेल योजना बनाबै मे आहाँ हमर सहायता करु।"
इन्द्रक अनुरोध पर पुरूरवा सहमति देलथि। तदुपरांत देवता के दानव पर आक्रमणक भावी योजना केर संबंध मे दुनू गोटे बहुत काल तक मंत्रणा करैत रहलथि l कतेको योजना बनल बिगड़ल। कोनो योजना मे कनियों त्रुटि बुझना गेला पर ओहि योजना के छोड़ि एक नव योजना पर विचार होमय लागै । अन्त मे एक योजना पर दुनू गोटे के पूर्ण सहमति बनि गेलनि l पुरूरवा आ पुरंदर दुनू गोटे ओहि योजना पर सभ दृष्टिकोण संऽ विचार विमर्श केलनि,पुनः ओकरा कार्य रूप मे अनवा हेतु कटिबद्ध भऽ गेलाह l इन्द्र निश्चय केलथि जे ई युद्ध काल्हिये संऽ प्रारम्भ भऽ गेनाई उचित होयत l पुरूरवा के एहि मे कोई आपत्ति नहि भेलैन्हि l
तत्पश्चात इन्द्र अपन सभाकक्ष मे चलि गेलाह। पुरूरवा के ओतहि विश्राम के व्यवस्था कऽ देल गेल । पुरूरवा विश्राम करवा हेतु अतिथि शाला मे स्थित अपन शयन कक्ष मे प्रस्थान केलथि।

- - -

पाताल लोक मे दानव राज केशि अत्यन्त क्रुद्ध अवस्था मे दृष्टिगत होईत छल l ओ अपन भवन मे उद्विनता संऽ एम्हर सऽ ओम्हर टहलि रहल छल। कखनो कऽ अपने बाम हाथ पर दाहिन हाथक मुष्टि-प्रहार कऽ रहल छल l ओकरा देखि कऽ बुझाइत छल ओ तामसे माहुर भेल अछि। ओ तमतमाईत अपन दूत मय संऽ पुछलक -
"तों ई सूचना एतेक विलंब सऽ हमरा किएक देलह"?

"दानवपति हम अपन क्षमता भरि भरपूर प्रयत्न कएल,मुदा पृथ्वीक मार्ग संऽ पाताल लोकक मार्ग अवरुद्ध अछि l एहि कारण हमरा बहुत लंबा मार्ग तय करऽ परल एतह अयवा हेतु "|

"हूँऽऽऽऽ तऽ एकर अर्थ ई भेल जे सम्पूर्ण पृथ्वी पर एकछत्र शासन पुरूरवाक भऽ गेल अछि! दानव के लेल पृथ्वीक मार्ग पर्यन्त अवरुद्ध भऽ गेल"?

"जी दानवपति बात यैह थिक "!

"हम दुनू गोटे के देख लेब | अहि बेर एहन ने युद्ध होयत कि पुरूरवा आ इन्द्र दुनू के पानि पिया देब। दुनू गोटे हमर पर्यंक सऽ बन्हायल कलपत, भोजन वास्ते,एक घोंट पानि के लेल गिड़-गिड़ायत मुदा हम ओकरा एक घोंट पानियों के लेल तरसा देब l त्रिलोक देखत हमर क्रोध के "|

"लेकिन असुराधिपति ! हम सभ तऽ पहिलहि पुरूरवा सऽ हारि चुकल छी"!

"तों चुप रह,बिना बुझने सुझने किछु बाजह नहि l एक बेर हारि गेलहुँ तेकर की मतलब ? हम पुनः युद्ध करब आ ओकर एहन दुर्गति करब कि त्रिलोक मे कतहु शरण नहि भेटत ओकरा। हम पुरूरवा आ इन्द्र दुनू के अपन भृत्य बना लेब l बुझलहक"!

दानव दूत मौन रहल l क्रोधाविष्ट भऽ असुराधिपति अपन पैर धरती पर पटकैत रहल आ हुंकार भरैत रहल l फेर अपन शूरवीर दानव सेनानायक के सभाकक्ष मे अबई के सूचना पठाओल मंत्रणा हेतु l

किछु देरी के बाद केशि अपन वीर योद्धा सेनानायक केर संग जीत के संबंध मे मंत्रणा करैत युद्ध सऽ संबंधित अनेक प्रकारक निर्देश देलक। ओकर निर्देशक मूल मंत्र छल - 'अपन समस्त युद्ध कौशल संग राक्षसी मायाक प्रदर्शन करवाक उचित अवसर यैह थिक। अपन पूर्ण शक्ति सऽ सभ दानव गण संगठित भऽ पुरूरवा आ इन्द्र दुनू सऽ युद्ध करवा हेतु कटिबद्ध भऽ जाई l सभ दानव ई दृढ़ निश्चय कऽ ली जे एहि युद्ध मे स्वर्ग एवं धरती दुनू पर अधिकार प्राप्त करवाक अछि l इंद्र आ पुरूरवा दुनू के येन केन प्रकारेण पराजित कऽ ओहि दुनू के दानवगणक भृत्य बनय वाक अछि।"

एकर उपरांत अपन सब सेनानायके युद्धक तैयारी करवा हेतु आदेश दऽ

दानव राज केशि विदा केलक आ स्वयं अपन राजप्रासाद मे जयवा हेतु प्रस्थान केलक।

क्रमशः

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## २.९.जगदीश प्रसाद मण्डल- मोड़पर (धारावाहिक उपन्यास दसम पड़ाव)



**जगदीश प्रसाद मण्डल**

**मोड़पर (धारावाहिक उपन्यास)**

**दसम पड़ाव**

अखन धरि जे सामान्य जिनगीक आयुक अँटकार रहल अछि, माने शतायुक आधारपर, तइ हिसाबे कामेसर आधापर पहुँच चुकल छैथ। माने अर्द्धायुपर पहुँच चुकल छैथ। विद्यालयमे पहिने जेना होइ छल जे सालमे वर्ग बदलै छल आ बीचमे, छह मासपर एकटा छमाही परीक्षा सेहो होइ छल, जे अखन तीन मास, छह मास, नअ मास आ बारह मासक भऽ गेल अछि। तहिना आइ जीवनक आधा उमेर बीतला पछाइत कामेसर अपन जीवनक परीक्षा मने-मन लऽ रहला अछि। लेबो केना ने करता, धर्मान्ध तँ छैथ नहि, बेवहारान्ध रूपमे एकटा श्रमिकक जीवन तँ छैन्हे।

परिवारमे कामेसर देख रहला अछि जे छह सन्तानमे सभसँ छोट बेटा आ पाँच बेटी जेठ अछि। जइमे जेठ तीनू बेटीक बिआह, तीनू कीनल घराड़ी बेचि केने छैथ, बाँकी दू शेष छैन। केतए-सँ दुनूक बिआह करब? तहूमे

दिनानुदिन बेटी बिआहक खर्च बढ़ले जा रहल अछि। जहिना अनभुआर जगहपर रस्तामे बोन-झाड़ देखने मन डेरा जाइए, तहिना कामेसरकेँ आगूक रस्ता डेरौन लगि रहल छैन। संगे मनमे ईहो सुमार उठि रहल छैन जे दुनू छोट बेटीकेँ कहुना-कहुना खाली नाम-गामटा लिखब सिखा सकलिऐ.! अपनो तँ पिता छला, जिनगी भरि गोदामक बोरा पीठपर उठा, पसीना चुबा एक सीमा तक पढ़ौलैन.! की हम अपन बाल-बच्चाकेँ तेतबो कऽ सकलिऐ.? ने अखन तक एकोटा घर बना सकलौं आ ने..! तैपर परिवार सेहो पहिनेसँ आब नमहर भऽ गेल अछि..!
विसमित भेल कामेसर मने-मन अपन जिनगीकेँ परीक्षित रूपमे निहारि रहल छला। तहीकाल सुभद्रा लगमे आबि पुछलकैन-
"मन किए मारने छी, एक गड़ूकेँ बहत्तैर आशा होइए। आबो जीवनकेँ ढंगसँ चीन्हू। जखनेसँ लोक जीवनकेँ चीन्हैक कोशिश करए लगै छैथ तखनेसँ जीवनमे जगमगपन रस्ता जगमगाए लगै छैन।"
पत्नीक विचार सुनि कामेसरक मन जेना सचेत भेलैन। जइसँ पत्नीपर जेतेक बिसवास अखन धरि छेलैन तइमे बढ़ोत्तरी भेलैन, जइसँ पत्नीक विचारक प्रति आकर्षण बढ़लैन। नि:सहाय जकाँ कामेसर सुभद्रा दिस तकैत बजला-
"की करब नीक हएत, से बुझिये ने पेब रहल छी।"
पतिक विचार सुनि अपन विचारकेँ जगमगबैत सुभद्रा बजली-
"शुरूहेमे जखन कहने रही जे सरकार दूटा ट्रेक्टर देलक, अहाँ ओकरा बेचिकऽ नोकरी पकैड़ लिअ। तैपर अहाँ की बाजल रही?"
जेना कियो केकरो उठाकऽ पटैक छातीपर बैस पुछैए, तहिना पत्नीक बोलसँ कामेसर मर्माहत हुअ लगला। सुमारक हुअ लगलैन, स्वतंत्र जीवनक स्वतंत्र बेवसाय..! मुदा स्वतंत्र जीवन जीबैक जे कला अछि, भरिसक तइमे भारी चूक भेल अछि.! जँ से नहि भेल अछि तँ केना बनर्जीदादा अस्सी बर्खक उम्र धरि दनदनाइत जीवन बितौलैन जे कहियो दोसराक खगता नहि भेलैन। जहिना नोकरीक जीवन आ क्रिया-कलाप शुरूमे छेलैन तहिना जीवनक अन्तिम सीमा धरि निमाहबो केलैन।
अतीतपर परदा दैत कामेसर बजला- "आब की करब नीक हएत?"
संजोग बनल। एन.एच.57 बनल शुरू भेल जइमे इंजीनियरक खगता भेल। प्राइवेट कम्पनीक काज, उम्रक कोनो आधार नहि, काज करै

जोकर इंजीनियर चाही। ई बात जहिना कामेसरकेँ बुझल छेलैन तहिना सुभद्राकेँ सेहो बुझले रहैन। अपन विचार दैत सुभद्रा बजली-

"एन.एच. सतावनमे काज शुरू भेल अछि, जइमे इंजीनियरक खगता अछि, बहाल भऽ जाउ।"

पत्नीक विचार सुनि कामेसर आइ ओहन मोड़पर पहुँच गेला, जेतए एक दिस स्वतंत्र जीवनक विचारक हत्या भऽ रहल छैन तँ दोसर दिस आर्थिक तंगी जान लेबापर तूलल छैन।

जहिना जीवन सभकेँ प्रिय होइए तहिना कामेसरकेँ सेहो छैन्हे। मुदा जीवनो तँ जीवन छी, कियो विचारक संग जीवन बेतीत करै छैथ तँ कियो शरीरक रक्षाकेँ जीवन बुझै छैथ। ओना, कामेसरक जीवन जँ एकाएक टुटल रहैत तँ किछु जीवित रक्त विचारमे रहबो करितैन, मुदा आइ बीस बर्खसँ टुटैत-टुटैत एतेक टुटि गेलैन अछि जे विचारक रक्तो या तँ रंग बदैल पानि जकाँ भऽ गेलैन अछि वा मरूभूमिक जलाशय जकाँ सुखि गेलैन। हारैत जीवन आ ढहैत विचारक मोड़पर आबि कामेसर बजला-

"काल्हिये जाकऽ बहाल भऽ जाएब।"

पतिक विचार सुनि सुभद्राक अपन पैत्रिक परिवारक दृश्य पुन: मनमे नाचए लगलैन। बजली किछु ने, मुदा मन मधुआ गेलैन।

*-जगदीश प्रसाद मण्डलजीक जन्म मधुबनी जिलाक बेरमा गाममे 5 जुलाई 1947 इस्वीमे भेलैन। मण्डलजी हिन्दी एवं राजनीति शास्त्रमे एम.ए.क अहर्ता पाबि जीविकोपार्जन हेतु कृषि कार्यमे संलग्न भऽ रूचि पूर्वक समाज सेवामे लागि गेला। समाजमे व्याप्त रूढ़िवादी एवं सामन्ती व्यवहार सामाजिक विकासमे हिनका वाधक बुझि पड़लैन। फलत: जमीन्दार, सामन्तक संग गाममे पुरजोर लड़ाइ ठाढ़ भऽ गेलैन। फलत: मण्डलजी अपन जीवनक अधिकांश समय केस-मोकदमा, जहल यात्रादिमे व्यतीत केलाह। 2001 इस्वीक पछाइत साहित्य लेखन-क्षेत्रमे एला। 2008 इस्वीसँ विभिन्न पत्र-पत्रिकादिमे हिनक रचना प्रकाशित हुअ लगलैन। गीत, काव्य, नाटक, एकांकी, कथा, उपन्यास इत्यादि साहित्यक मौलिक विधामे हिनक अनवरत लेखन अद्वितीय सिद्ध भऽ रहलैन अछि। अखन धरि दर्जन भरि नाटक/एकांकी, पाँच साएसँ ऊपर*

*गीत/काव्य, उन्नैस गोट उपन्यास आ साढ़े आठसाए कथा-कहानीक संग किछु महत्वपूर्ण विषयक शोधालेख आदिक पुस्तकाकार, साएसँ ऊपर ग्रन्थमे प्रकाशित छैन।*

*मिथिला-मैथिलीक विकासमे श्री जगदीश प्रसाद मण्डलजीक योगदान अविस्मरणीय छैन। ई अपन सतत क्रियाशीलता ओ रचना धर्मिताक लेल विभिन्न संस्थासभक द्वारा सम्मानित/पुरस्कृत होइत रहला अछि, यथा- विदेह सम्पादक मण्डल द्वारा "गामक जिनगी" लघु कथा संग्रह लेल "विदेह सम्मान- 2011", "गामक जिनगी व समग्र योगदान हेतु साहित्य अकादेमी द्वारा- "टैगोर लिटिरेचर एवार्ड- 2011", मिथिला मैथिलीक उन्नयन लेल साक्षर दरभंगा द्वारा- "वैदेह सम्मान- 2012", विदेह सम्पादक मण्डल द्वारा "नै धारैए" उपन्यास लेल "विदेह बाल साहित्य पुरस्कार- 2014", साहित्यमे समग्र योदान लेल एस.एन.एस. ग्लोबल सेमिनरी द्वारा "कौशिकी साहित्य सम्मान- 2015", मिथिला-मैथिलीक विकास लेल सतत क्रियाशील रहबाक हेतु अखिल भारतीय मिथिला संघ द्वारा- "वैद्यनाथ मिश्र "यात्री" सम्मान- 2016", रचना धर्मिताक क्षेत्रमे अमूल्य योगदान हेतु ज्योत्स्ना-मण्डल द्वारा- "कौमुदी सम्मान- 2017", मिथिला-मैथिलीक संग अन्य उत्कृष्ट सेवा लेल अखिल भारतीय मिथिला संघ द्वारा "स्व. बाबू साहेव चौधरी सम्मान- 2018", चेतना समिति, पटनाक प्रसिद्ध "यात्री चेतना पुरस्कार- 2020", मैथिली साहित्यक अहर्निश सेवा आ सृजन हेतु मिथिला सांस्कृतिक समन्वय समिति, गुवाहाटी-असम द्वारा "राजकमल चौधरी साहित्य सम्मान- 2020", भारत सरकार द्वारा "साहित्य अकादेमी पुरस्कार- 2021" तथा साहित्य ओ संस्कृतिमे महत्वपूर्ण अवदान लेल अमर शहीद रामफल मंडल विचार मंच द्वारा "अमर शहीद रामफल मंडल राष्ट्रीय पुरस्कार- 2022"*

*रचना संसार : 1. इन्द्रधनुषी अकास, 2. राति-दिन, 3. तीन जेठ एगारहम माघ, 4. सरिता, 5. गीतांजलि, 6. सुखाएल पोखरिक जाइठ, 7. सतबेध, 8. चुनौती, 9. रहसा चौरी, 10. कामधेनु, 11. मन मथन, 12. अकास गंगा - कविता संग्रह। 13. पंचवटी- एकांकी संचयन। 14. मिथिलाक बेटी, 15. कम्प्रोमाइज, 16. झमेलिया बिआह, 17. रत्नाकर डकैत, 18. स्वयंवर- नाटक। 19. मौलाइल गाछक फूल, 20. उत्थान-*

*पतन, 21. जिनगीक जीत, 22. जीवन-मरण, 23. जीवन संघर्ष, 24. नै धाड़ैए, 25. बड़की बहिन, 26. भादवक आठ अन्हार, 27. सधवा-विधवा, 28. ठूठ गाछ, 29. इज्जत गमा इज्जत बँचेलौं, 30. लहसन, 31. पंगु, 32. आमक गाछी, 33. सुचिता, 34. मोड़पर, 35. संकल्प, 36. अन्तिम क्षण, 37. कुण्ठा- उपन्यास। 38. पयस्विनी- प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना। 39. कल्याणी, 40. सतमाए, 41. समझौता, 42. तामक तमघैल, 43. बीरांगना- एकांकी। 44. तरेगन, 45. बजन्ता-बुझन्ता- बीहैन कथा संग्रह। 46. शंभुदास, 47. रटनी खढ़- दीर्घ कथा संग्रह। 48. गामक जिनगी, 49. अर्द्धांगिनी, 50. सतभैंया पोखैर, 51. गामक शकल-सूरत, 52. अपन मन अपन धन, 53. समरथाइक भूत, 54. अप्पन-बीरान, 55. बाल गोपाल, 56. भकमोड़, 57. उलबा चाउर, 58. पतझाड़, 59. गढ़ैनगर हाथ, 60. लजबिजी, 61. उकडू समय, 62. मधुमाछी, 63. पसेनाक धरम, 64. गुड़ा-खुद्दीक रोटी, 65. फलहार, 66. खसैत गाछ, 67. एगच्छा आमक गाछ, 68. शुभचिन्तक, 69. गाछपर सँ खसला, 70. डभियाएल गाम, 71. गुलेती दास, 72. मुड़ियाएल घर, 73. बीरांगना, 74. स्मृति शेष, 75. बेटीक पैरुख, 76. क्रान्तियोग, 77. त्रिकालदर्शी, 78. पैंतीस साल पछुआ गेलौं, 79. दोहरी हाक, 80. सुभिमानी जिनगी, 81. देखल दिन, 82. गपक पियाहुल लोक, 83. दिवालीक दीप, 84. अप्पन गाम, 85. खिलतोड़ भूमि, 86. चितवनक शिकार, 87. चौरस खेतक चौरस उपज, 88. समयसँ पहिने चेत किसान, 89. भौक, 90. गामक आशा टुटि गेल, 91. पसेनाक मोल, 92. कृषियोग, 93. हारल चेहरा जीतल रूप, 94. रहै जोकर परिवार, 95. कर्ताक रंग कर्मक संग, 96. गामक सूरत बदैल गेल, 97. अन्तिम परीक्षा, 98. घरक खर्च, 99. नीक ठकान ठकेलौं, 100. जीवनक कर्म जीवनक मर्म, 101. संचरण, 102. भरि मन काज, 103. आएल आशा चलि गेल, 104. जीवन दान तथा 105. अप्पन साती- लघु कथा संग्रह।*

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## २.१०.जगदीश प्रसाद मण्डल- पुरुखढौह



**जगदीश प्रसाद मण्डल**

### पुरुखढौह

समाजमे कोन हवा उठत आ केम्हर मुहेँ उठत, एकरा थाहब कनी भरिगर अछिए। खाएर ई तँ भेल गाम-गामक, टोल-टोलक, जाति-जातिक आ धर्म-धर्मक संग सम्प्रदाय-सम्प्रदायक रूप, मुदा अपना तइसँ मतलब कोन अछि। मतलब अछि अप्पन गाम, अप्पन समाज आ अपना सन दुनियाँक लोकक।

जहिना गाम-गाममे केतौ-केतौ, ओझा-गुनीक धर्म स्थल अछि तँ केतौ-केतौ अस्पताल, पढ़ैक विद्यालय नहि अछि सेहो बात नहियेँ अछि, सेहो अछिए। तइसँ दुनूक रंगक माने दू-दिशिया हवा सदिकाल उठैक सम्भावना रहिते अछि। एक दिस, देखते-सुनिते छी, अस्पतालमे औजारसँ बीमारीकेँ भगौल जाइए आ दोसर दिस ओझा-गुनीक गहवरमे मुँहदान नइ भेटैए, सेहो बात नहियेँ अछि, सेहो अछिए। मुहेँसँ डॉक्टर बनैक, इंजीनियर बनैक परसादीक बिलहा-बाँट सेहो होइते अछि।

विकासपुरमे सेहो अपना ढंगक हवा उठल। हवा उठल जे गाममे पुस्तकालय बनइ। पुस्तकालयक माने एतबे नहि जे घर बना आलमारीमे पोथी साजि ताला लगा साले-साल जन्मोत्सव मनबैत रहलौं। समाजक

बीच पुस्तकालय ओहन सार्वजनिक जगह छीहे जैठाम दस गोरे एकठाम बैस जीवन-मरणक विचार सेहो करिते छैथ।

आठ बजे भिनसुरका पहर, सुशील भायकेँ मुस्कुराइत अपना घर दिससँ अबैत देखलयैन। दुनू गोरेक बीच कहा-बद्धीक सम्बन्ध अछि। कहब जे की कहा-बद्धीक सम्बन्ध अछि? दुनू गोरेक बीच जे अछि से अहूँ देखते छी जे ओ पढ़ल-लिखल गुणशील छैथ आ अपने बच्चेसँ जे महींसवारि शुरू केलौं, सएह अखनो करै छी। एहेन भ्रम नइ हुअए जे जहिना बारह रूपैआक साल भैंसवारक दरमाहा छल, तहिना अछिए। हम से नइ छी, बच्चेसँ जहिना दूध-दही खाइक चसकियो लगल आ पोसैक वृत्तिसँ मन खुशियो अछिए जइसँ पोसैक काज तहिना अखनो अछि। आठटा महींस रखने छी। एक क्वीन्टल दूध होइए, अपन परिवारक खर्च जुमा पाँच किलो कम एक क्वीन्टल दूध प्रतिदिन बेचै छी। गोबरक तेते उपयोग बढ़ि गेल अछि जे दिन-दिनक बिक्री हुअ लगल अछि।

दुनू गोरेक बीच कहा-बद्धीक सम्बन्ध ई अछि जे जहिया दुनू गोरे सम्बन्ध बनबए लगलौं तहिया पहिल कहाबद्धी भेल जे जिनगीक सम्बन्ध बना रहल छी, पँचबर्खा सम्बन्ध नहि, जेना अदली-बदली होइबला नोकरिहाराक होइए। तेना नइ करै छी। तहूमे गौंआँ छी, बाप-दादाक बनौल-बसौल गाम छीहे। जहिना ओ सभ पुलिस-दरोगाकेँ गाम नहि आबए देलखिन। जइ शर्त्तपर दुनू गोरेक सम्बन्ध भेल, तइमे एकटा शर्त्त ईहो छल जे संग पुरैमे जँ जहल जाए पड़त, तँ एक-दोसरक संग सेहो जाएब आ संग-संग निकलबो करब। से कहब जे अखन तक गप्पे-सप्पक क्रम अछि, सेहो बात नहियेँ अछि। पढ़ल-लिखल सुशील भाय जहिना छैथ तहिना समाजसँ जुड़ल समाज निर्माता सेहो छथिए।

सुशील भायकेँ, कनी फरिक्केसँ कहलयैन-

"भाय, मन बड़ मुस्किआइए, केतौ किछु पेलौं अछि की?"

जहिना बजलौं तहिना सुशील भाय झँपले-तोपल उत्तर देलैन-

"जँए पेलौं हेन तँए ने मुस्किआइ छी।"

सुशील भाइक जवाब पेब अकबका गेलौं जे हम की कहलयैन आ ओ की बुझिकऽ कहलैन। जखन दू गोरे एकठाम छी, तखन मुहोँ चुप राखब उचित नहियेँ हएत। तँए पैछला बातकेँ दबैत बजलौं-

"भाय, किमहर-किमहर सवारी चललै-ए?"

सुशील भाय बजला-

"भिनसुरका तोरक काजसँ तँ निवृत्त भइये गेल हेबह किने?"

बजलौं-

"काज सँ पहिलुका पीलहा चाह पचि गेल, काजक पछातिक माने काज केलाक पछातिक चाह पछुआएल अछि।"

सुशील भाय पुछलैन-

"केते देरी लगतह।"

कहलयैन-

"दरबज्जापर पहिने चलू ने। आब कि गोबरक चिपरी आकि गोरहा-गोइठाबला जरनाक चुल्हि अछि, आब तँ ओ गोबर गैसक घटक भऽ गेल अछि। गैसक चुल्हिपर चाह बनैमे देरी लागत।"

दरबज्जापर बैसते सुशील भाय बजला-

"भने तोंहू काजसँ निचेने भऽ गेलह, दुनू भाँइ रहब तँ गप्पो-सप्प करैमे नीक लागत।"

टोकारा दैत बजलौं-

"भाय कहियो अहाँक आदेशकेँ कटलौं हेन।"

'काटब' सुनि सुशील भाइक मन जेना बिजलौका जकाँ चौंकलैन। चौंकलैन ई जे विचार केना समाजमे कटाइए आ केना जोड़ाइए...। मनक भीतरेसँ सुशील भायकेँ अपने मनमे विचार उठलैन जे अपना मुहेँ जे जवाब जीवन्तलालकेँ देब तइमे झूठ-सच दुनू एक्के रंग रहत। तँए सतो भऽ सकैए आ झूठो तँ भइये सकैए। मुदा जँ हृदयकान्त कक्काक मुहेँ वएह विचार औत आ अपने हूँहकारी दैत मानि लेब तँ जीवन्तलालकेँ सेहो मानैमे हिचक नइ हएत। संयोगो नीक रहल, तइ बिच्चेमे चाह आबि गेल।

केहनो विचार वा काज किए ने रहह, चाह किछु ने किछु समयकेँ बाधित कइये दइए। तैबीच मन सेहो केता बेर उनैट-पुनैट जाइते अछि। जखने मनमे उनट-पुनट भेल तखने विचारो उनैट-पुनैट जाइते अछि।

चाह देख सुशील भाय बजला-

"जीवन्त, चाहे देख जेना मन भरि गेल। आब लोक चाह पीबैए आकि खानापूरी करैए। किसानक घरक, माने जे माल-जाल पोसै छैथ तिनकर जेहेन चाह होइए तेहेन दोकान-दौरी आ नोकरिहारा घरक हएत।"

चाह पीब दुनू गोरे हृदयकान्त काका ऐठाम विदा भेलौं। हृदयकान्त काका दरबज्जेपर रहैथ। मुहसँ प्रणामो केलिऐन आ आँखिसँ मनो टोबलयैन। टोबिते-टोबिते टोबा गेल जे हृदयकान्त काका केकरोसँ गप-सप्प करए चाहि रहला अछि। युग तँ तेहेन भऽ गेल अछि जे आँखिक गड़बड़ी दुआरे लोक चश्मा लगबैए आ ओइ चश्माक तरसँ आँखि निड़ारि-निड़ारि तेना मोबालिक दृश्य देखैए जे आँखिक जे प्राण-सूत अछि सेहो खिंचा जाइए। तँए किए ने आँखिकेँ बँचा कानसँ काज लेब।
सुशील भाय बजला-
"काका, पुस्तकालय स्थापनाक विचार समाजमे उठि गेल अछि।"
बिच्चेमे हृदयकान्त काका बजला-
"बौआ, नीक विचार समाजमे जागि रहल अछि। समाजोक जे रूखि बनल देख रहल छी से अनुकूलोसँ अनुकूल अछि। अहिना होइ छै, कोनो गाममे कोनो पूजा करैले जागरण होइए तँ कोनो-कोनो गाममे अस्पताल बनबैक, तहिना कोनो-कोनो गाममे विद्यालय बनबैले तँ कोनो-कोनो गाममे पुस्तकालय, कला-संस्कृति केन्द्र बनबैले होइए।"
हृदयकान्त काका बाजिये रहल छला कि बिच्चेमे सुशील भाय बजला-
"हँ, से तँ होइते अछि।"
ओना, अपने हृदयकान्त कक्काक विचार नीक जकाँ नइ बुझिमे आएल, मुदा तैयो सुशील भाइक समर्थन देख बजलौं-
"होइते किए अछि, आगूओ हएत।"
बजला पछाइत मिसियो भरि खोंच-खरोंच मनमे नइ उठल। मन मानियेँ रहल अछि जे पाँच मिलि करी काज, हार हारने कोनो ने लाज। तहूमे सुशील भाय जखन जिनगीक गतिक रेमन्त जकाँ घोड़सवार छैथ, तखन चिन्ता कथीक। बड़ हएत तँ पुलिस पकैड़ कऽ जहल लऽ जाएत, सएह ने हएत। सेहो तँ देखले अछि।
दुनू गोरेक समर्थन देख आकि अपन मनक विचारकेँ जगैत हृदयकान्त कक्काक मन खिल उठलैन। बजला-
"बौआ सुशील, आइये नहि सभ दिनसँ एहेन होइत आबि रहल अछि जे केहनो उचित कल्याण काज समाजमे किए ने हुअए मुदा मुँह दुसैबला लोक मुँह दुसबे करैए। तेकर कोनो चिन्ता नहि करह।"
बीचमे बैसल रही, सभ बाजैथ आ अपने चुप रहब तखन तँ गरूड़ आ

साँपक खिस्सा भऽ जाएत। 'भुजंग प्रयात, भुंजग प्रयात..।' बजलौं-
"काका, जहिना महाभारतक समयमे भीम रहैथ, जिनकर बुद्धि हमरे सन लोक जकाँ गोबर उठबैत-उठबैत गोबराह भऽ गेल रहैन, से जखन अर्जुन सन भाय आ अभिमन्यु सन भातीज पेब समाजक रणभूमिक फाटक तोड़ैले तैयार भऽ गेला तखन अपने सन पित्ती आ सुशील सन भाए पेब हमहूँ अपन जीवन दान करैले तैयार छी।"
हमर विचारक गदगदीसँ आकि अपन मनमे उठैत गदगदीक शक्तिसँ, से हृदयकान्त काका जानैथ। बजला-
"बौआ जीवन्त, भरि रौतुका माने एकरतुका पाठसँ तँ कालिदास महापण्डित भऽ गेला, आ जँ अपना गाममे सभदिना पुस्तकालय बनि जाएत तइमे विद्यार्थी बनैले तैयार छह।"
हृदयकान्त कक्काक विचारक प्रवाहमे आकि अपन मनक उद्वेगक उजाहिमे, मुहसँ बजा गेल-
"भरि दिन ने परिवारक चिन्तामे चिन्तित रहै छी, मुदा राति तँ अपन करैले अछि। अही आरामक समयकेँ जँ अपनामे लगा लेब तँ भनसिया कालिदासकेँ के कहए जे मसल्ला पिसनिहार मांगैनियो खबाससँ टपि सकै छी।"
हमर विचार सुनि हृदयकान्त कक्काक दृष्टिमे चिन्तन-रेख जगलैन। बजला-
"आजुक परिवेशमे वृद्धजनकेँ समय बिताएब कठिन भऽ रहल छैन, तैठाम गामक बीच जँ ओहन स्थान स्थापित भऽ जाइए, जैठाम सामाजिक सौहार्दपूर्ण रूप चलैत रहत तँ मनुक्ख तँ सहजे मनुक्खे छिया। सदैत समूह (समाज) मे रहए चाहिते छैथ।"
हृदयकान्त कक्काक विचार अन्तो ने भेल छेलैन कि बिच्चेमे सुशील भाय बजला-
"काका, जहिना वृद्धजनक स्थिति बनि रहल छैन तहिना नब पीढ़ी पढ़ल-बिन-पढ़ल, सेहो भटैक रहल अछि।"
हृदयकान्त काका बजला-
"यएह छी जीवनक सीमान। ढेरो तरहक, गुलामीक जिनगी, भारतीय जीवनकेँ तेना जकैड़ कऽ पकैड़ नेने अछि, जे आगू-पाछूक माने भूत-भविष्यक, बोधे मेटा गेल अछि। पुरुखसँ बेसी पुरुखढौह समाजमे पैदा

लऽ रहल अछि। ढौह माने ढहल, घटल।"
हृदयकान्त कक्काक चिन्तित मन देख आकि अप्पन उत्सित मनक उत्साहसँ, सुशील भाय बजला-
"काका, जखन डेग उठेलौं तखन पुस्तकालय बनाइये कऽ छोड़ब।"
हृदयकान्त काका बजला- "अपनो इच्छाक पूर्ति हएत।"

*-जगदीश प्रसाद मण्डलजीक जन्म मधुबनी जिलाक बेरमा गाममे 5 जुलाई 1947 इस्वीमे भेलैन। मण्डलजी हिन्दी एवं राजनीति शास्त्रमे एम.ए.क अहर्ता पाबि जीविकोपार्जन हेतु कृषि कार्यमे संलग्न भऽ रूचि पूर्वक समाज सेवामे लागि गेला। समाजमे व्याप्त रूढ़िवादी एवं सामन्ती व्यवहार सामाजिक विकासमे हिनका वाधक बुझि पड़लैन। फलत: जमीन्दार, सामन्तक संग गाममे पुरजोर लड़ाइ ठाढ़ भऽ गेलैन। फलत: मण्डलजी अपन जीवनक अधिकांश समय केस-मोकदमा, जहल यात्रादिमे व्यतीत केलाह। 2001 इस्वीक पछाइत साहित्य लेखन-क्षेत्रमे एला। 2008 इस्वीसँ विभिन्न पत्र-पत्रिकादिमे हिनक रचना प्रकाशित हुअ लगलैन। गीत, काव्य, नाटक, एकांकी, कथा, उपन्यास इत्यादि साहित्यक मौलिक विधामे हिनक अनवरत लेखन अद्वितीय सिद्ध भऽ रहलैन अछि। अखन धरि दर्जन भरि नाटक/एकांकी, पाँच साएसँ ऊपर गीत/काव्य, उन्नैस गोट उपन्यास आ साढ़े आठसाए कथा-कहानीक संग किछु महत्वपूर्ण विषयक शोधालेख आदिक पुस्तकाकार, साएसँ ऊपर ग्रन्थमे प्रकाशित छैन।*
*मिथिला-मैथिलीक विकासमे श्री जगदीश प्रसाद मण्डलजीक योगदान अविस्मरणीय छैन। ई अपन सतत क्रियाशीलता ओ रचना धर्मिताक लेल विभिन्न संस्थासभक द्वारा सम्मानित/पुरस्कृत होइत रहला अछि, यथा- विदेह सम्पादक मण्डल द्वारा गामक जिनगी' लघु कथा संग्रह लेल 'विदेह सम्मान- 2011', 'गामक जिनगी व समग्र योगदान हेतु साहित्य अकादेमी द्वारा- 'टैगोर लिटिरेचर एवार्ड- 2011', मिथिला मैथिलीक उन्नयन लेल साक्षर दरभंगा द्वारा- 'वैदेह सम्मान- 2012', विदेह सम्पादक मण्डल द्वारा 'नै धारैए' उपन्यास लेल 'विदेह बाल साहित्य पुरस्कार- 2014', साहित्यमे समग्र योदान लेल एस.एन.एस. ग्लोबल सेमिनरी द्वारा 'कौशिकी साहित्य सम्मान- 2015', मिथिला-मैथिलीक*

*विकास लेल सतत क्रियाशील रहबाक हेतु अखिल भारतीय मिथिला संघ द्वारा- 'वैद्यनाथ मिश्र 'यात्री' सम्मान- 2016', रचना धर्मिताक क्षेत्रमे अमूल्य योगदान हेतु ज्योत्स्ना-मण्डल द्वारा- 'कौमुदी सम्मान- 2017', मिथिला-मैथिलीक संग अन्य उत्कृष्ट सेवा लेल अखिल भारतीय मिथिला संघ द्वारा 'स्व. बाबू साहेव चौधरी सम्मान- 2018', चेतना समिति, पटनाक प्रसिद्ध 'यात्री चेतना पुरस्कार- 2020', मैथिली साहित्यक अहर्निश सेवा आ सृजन हेतु मिथिला सांस्कृतिक समन्वय समिति, गुवाहाटी-असम द्वारा 'राजकमल चौधरी साहित्य सम्मान- 2020', भारत सरकार द्वारा 'साहित्य अकादेमी पुरस्कार- 2021' तथा साहित्य ओ संस्कृतिमे महत्वपूर्ण अवदान लेल अमर शहीद रामफल मंडल विचार मंच द्वारा 'अमर शहीद रामफल मंडल राष्ट्रीय पुरस्कार- 2022'*

*रचना संसार : 1. इन्द्रधनुषी अकास, 2. राति-दिन, 3. तीन जेठ एगारहम माघ, 4. सरिता, 5. गीतांजलि, 6. सुखाएल पोखरिक जाइठ, 7. सतबेध, 8. चुनौती, 9. रहसा चौरी, 10. कामधेनु, 11. मन मथन, 12. अकास गंगा - कविता संग्रह। 13. पंचवटी- एकांकी संचयन। 14. मिथिलाक बेटी, 15. कम्प्रोमाइज, 16. झमेलिया बिआह, 17. रत्नाकर डकैत, 18. स्वयंवर- नाटक। 19. मौलाइल गाछक फूल, 20. उत्थान-पतन, 21. जिनगीक जीत, 22. जीवन-मरण, 23. जीवन संघर्ष, 24. नै धाड़ैए, 25. बड़की बहिन, 26. भादवक आठ अन्हार, 27. सधवा-विधवा, 28. ठूठ गाछ, 29. इज्जत गमा इज्जत बँचेलौं, 30. लहसन, 31. पंगु, 32. आमक गाछी, 33. सुचिता, 34. मोड़पर, 35. संकल्प, 36. अन्तिम क्षण, 37. कुण्ठा- उपन्यास। 38. पयस्विनी- प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना। 39. कल्याणी, 40. सतमाए, 41. समझौता, 42. तामक तमघैल, 43. बीरांगना- एकांकी। 44. तरेगन, 45. बजन्ता-बुझन्ता- बीहैन कथा संग्रह। 46. शंभुदास, 47. रटनी खढ़- दीर्घ कथा संग्रह। 48. गामक जिनगी, 49. अर्द्धांगिनी, 50. सतभैंया पोखैर, 51. गामक शकल-सूरत, 52. अपन मन अपन धन, 53. समरथाइक भूत, 54. अप्पन-बीरान, 55. बाल गोपाल, 56. भकमोड़, 57. उलबा चाउर, 58. पतझाड़, 59. गढ़ैनगर हाथ, 60. लजबिजी, 61. उकड़ू समय, 62. मधुमाछी, 63. पसेनाक धरम, 64. गुड़ा-खुद्दीक रोटी, 65. फलहार, 66.*

*खसैत गाछ, 67. एगच्छा आमक गाछ, 68. शुभचिन्तक, 69. गाछपर सँ खसला, 70. डभियाएल गाम, 71. गुलेती दास, 72. मुड़ियाएल घर, 73. बीरांगना, 74. स्मृति शेष, 75. बेटीक पैरुख, 76. क्रान्तियोग, 77. त्रिकालदर्शी, 78. पैंतीस साल पछुआ गेलौं, 79. दोहरी हाक, 80. सुभिमानी जिनगी, 81. देखल दिन, 82. गपक पियाहुल लोक, 83. दिवालीक दीप, 84. अप्पन गाम, 85. खिलतोड़ भूमि, 86. चितवनक शिकार, 87. चौरस खेतक चौरस उपज, 88. समयसँ पहिने चेत किसान, 89. भौक, 90. गामक आशा टुटि गेल, 91. पसेनाक मोल, 92. कृषियोग, 93. हारल चेहरा जीतल रूप, 94. रहै जोकर परिवार, 95. कर्ताक रंग कर्मक संग, 96. गामक सूरत बदैल गेल, 97. अन्तिम परीक्षा, 98. घरक खर्च, 99. नीक ठकान ठकेलौं, 100. जीवनक कर्म जीवनक मर्म, 101. संचरण, 102. भरि मन काज, 103. आएल आशा चलि गेल, 104. जीवन दान तथा 105. अप्पन साती- लघु कथा संग्रह।*

ऐ **रचनापर अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

# २.११.रबीन्द्र नारायण मिश्र- मातृभूमि (उपन्यास)- २२ म खेप



**रबीन्द्र नारायण मिश्र**

**मातृभूमि (उपन्यास)- २२ म खेप**

**२२**

जयन्तकेँ गामसँ चलि जएबाक समाचारसँ अनका जे किछु भेल होइक, मुदा हुनकर पितिऔत सुधाकरकेँ तँ लगलनि जेना स्वर्ग भेटि गेल । थानासँ जमानत करा कए लौटलाक बाद घर पहुँचितहि ओ आगूक योजनामे लागि गेलाह । दरबजेपर पिता भेटि गेलखिन। सुधाकरकेँ देखितहि ओ पुछैत छथि-

"सुनैत छी जे जयन्त चलि गेलाह ।"

"सभ दिन स्वतंत्र रहएबला लोककेँ गाम-घर कोना नीक लगितनि?"-सुधाकर बजलाह ।

"से की?"

"हुनका नागबाबा अपना संगे लेने गेलखिन । सुनैत छी आब हुनके संगे रहताह ।"

"हमरा ई बातपर विश्वास नहि होइत अछि । ओ तँ अपन समाजक बीचमे रहए आएल छलाह । कौलिक परंपराक अनुसार पाठशालाकेँ पुनःस्थापित करए चाहैत छलाह । फेर अचानक एहन निर्णय किएक केलनि?"

"जे केलनि, से केलनि । आब अहाँ तकर शोक नहि मनाउ। काज हमहीं आएब । जयन्तक आशा छोड़ू । ओ महास्वार्थी आदमी थिक । अपन फएदा जतए देखलक ततए गेल। हमरा-अहाँ सँ ओकरा की मतलब? जखन ओकरा आँखिमे पानि नहि छैक तखन हमसभ ओकर चिंता किएक करी? हमरा विचारसँ तँ इएह मौका थिक । पाठशाला जगहमे अपन पक्का मकान बनाली। ई घर अछिओ छोट ,फेर बहुत पुरान भए गेल अछि,कखन खसत तकर कोनो ठेकान नहि ।"

"ई कोना भए सकैत अछि । ओ जगह तँ सभदिनसँ पाठशालाक रहलैक अछि । पूर्वजक कृतिकेँ हमही नष्ट कोना कए लेब?"

"इएह तँ अहाँकेँ लए बैसल । सभदिन खाली कबाइत पढ़ैत रहि गेलहुँ । सौंसे उतरबारिटोल ओहि जगहपर नजरि गरओने अछि । चाहैत अछि जे कहुना कब्जा कए ली । हमरा लोकनिक आपसी मतभेदक सद्यः फएदा उठाबएमे लागल अछि । ओ सभ तँ हसेरीकेँ जोगार सेहो कए लेने छल । संयोग कहू जे जयन्त अपने हटि गेलाह । यदि ई मौका हाथसँ गेल तँ ओ जगह सभदिनसँ अपन परिवारक हाथसँ गेल । बुझलिऐक किछु की नहि?"

"कहि नहि तोरा ई कुबुद्धि कोना भए गेलह । जयन्त परिवारक विद्वान छथि । हमरा लोकनिक वंशमे एहन विद्वान आइ धरि नहि भेल छल । हमर सभक कर्तव्य अछि जे हुनका उचित सम्मान दी, हुनकर योजनामे मदति करी।"

"शुरु भए गेलहुँ ने । हम बुझिते रही । जखन अहाँसन बाप होथि तखन शत्रुक कोन काज? अपना बुतेँ तँ अहाँकेँ किछु भेल नहि । तखन हमहु जे किछु करितहुँ से तरह-तरहक दिक्कति केने जा रहल छी । एकबेर यदि उतरबारिटोलबलाक हाथमे ओ जगह चलि गेल तखन फेर ठाढ़ो होबए नहि देत से बुझा रहल अछि कि नहि?"

सुधाकरक वयोवृद्ध पिता आगू किछु नहि बाजि सकलाह। सुधाकर लठैतसभकेँ बजओलक,बुलडोजरक ओरिआन केलक आ पाठशालाक जमीनपर सदल-बल पहुँचि गेल । बुलडोजरक काजे नहि रहैक । असलमे पाठशाला तँ कहुनाक सोङरसभपर लटकल छल । जहाँ सोङर हटाओल गेल,ओकर चार धराम दए खसि पड़ल। अधपक्कु इंटासँ गिलेबापर जोड़ल गेल देबाल बुलडोजरक पहिले चोटमे मटिआमेट भए गेल । से तँ भेल । मुदा बात एतबे पर नहि रुकल । उतरबारिटोलमे हल्ला भए गेल । जकरे देखू सएह पाठशाला दिस दौड़ल आबि रहल अछि । बच्चा,बूढ़,जबान सभ दौड़ल। ककरो हाथमे लाठी,ककरो हाथमे भाला,ककरो किछु..जकरा जे भेटलैक से लेने फानल । देखिते-देखिते पाठशालाक चारूकात लोकक करमान लागि गेल । सुधाकरक लठैतसभ सेहो पूरा तैयारीमे छल । ओ सभ सुधाकरकेँ इसारासँ पुछलकैक। सुधाकर सहमति देलखिन ।

लठैतसभक बंदूकसँ धराधर गोली निकलए लागल । फटाक...फटाक.....फटाक.....। औ बाबू देखिते-देखिते पड़ाहि लागि गेल। मिनटोमे सभटा भीड़ निपत्ता भए गेल । सुधाकर मोछपर ताव देलाह ।

"फसाद करए चलल छलाह । हुनकासभकेँ पता हेबाक चाही जे ककरा संगे भिरंत छनि?" -से कहि लठैतसभकेँ पीठ ठोकैत सुधाकर कहैत छथि-

"हमर ई खानदानी जमीन अछि । अहींसभ कहू एकरा कोना छोड़ि देबैक?"

"सत्य वचन । आब जे करबाक अछि से कए लिअ । समय नहि बिताउ ।"-लठैत सभ बाजल ।

बुलडोजर लगाकए पाठशालाक जगहकेँ किछुए कालमे समतल कए देल गेल । पुरनका चीज-वस्तुक कतहु नामो-निसान नहि रहि गेल । रहि गेल तँ बस सुधाकर आ ओकर घमंड ।

उतरबारिटोलक लोकसभ ओहिठामसँ भागल तँ थानेमे जा कए ठाढ़ भेल। एतेक लोककेँ एना एकहिठाम अपसियाँत देखि कए थानेदार चिचिआएल-

"की बात छैक? अहाँसभ एना गाम छोड़ि कए कतएसँ आबि रहल छी?"

"जुलुम भए गेलैक दरोगाबाबू!

"की भेलैक से कहू ने?"

"पाठशालाक जमीन सुधाकर कब्जा कए लेलक । पाठशालाकेँ बुलडोजर लगाकए उड़ा देलक। सुनैत छी आब ओहिपर अपन मकान बनाओत ।"

"एहि लेल अहाँसभ किएक परेसान छी । ओकर दियादी झंझटमे अनेरे ने जान देबएपर लागल छी ।"

" एहनो कतहु भेलैक अछि? ओ जगह सार्वजनिक छैक। सभदिनसँ ओहिठाम पाठशाला छलैक । ताहिठाम आब ओ अपन घर कोना बना सकैत अछि ।"

" अहाँसभ अपन-अपन घर जाउ । व्यर्थक फसाद नहि करू । नहि तँ जहलमे सड़ि जाएब । सुधाकर कोनो मामुली आदमी नहि अछि । मंत्रीसँ लए कए सन्तरी धरि सभ ओकर पाकिटमे छैक। किछु बुझलिऐक की नहि?"

दरोगाजीक बात सुनि लोकसभ छगुन्तामे रहए । मुदा करितए की ? तैओ केओ थानालगसँ हटबाक नामे नहि लैक । किछु अगत्ती छौंड़ासभ अड़-बड़ सेहो बाजए लागल छल । ई बात सुधाकरकेँ पता चललैक । ओ लठैतसभकेँ लेने थाना पहुँचि गेल । कहि नहि दरोगाजीसँ की बतिआएल ,की केलक की नहि? कनीके कालक बाद ओ थानासँ चलि गेल । तकरबाद तँ जे भेल से की कहू? दरोगाजीक सामनेमे जे केओ अएलैक तकरा मारि डंटासँ,मारि डंटासँ ओधबाध कए देलकैक । सभ जान-बेजान भागल ।

*-रबीन्द्र नारायण मिश्र, पिताक नाम: स्वर्गीय सूर्य नारायण मिश्र, माताक नाम: स्वर्गीया दयाकाशी देवी, बएस: ६९ वर्ष, पैतृक ग्राम: अड़ेर डीह, मातृक: सिन्घिआ ड्योढ़ी, वृति: भारत सरकारक उप सचिव (सेवानिवृत्त), स्पेशल मेट्रोपोलिटन मजिस्ट्रेट, दिल्ली(सेवानिवृत्त), शिक्षा: चन्द्रधारी मिथिला महाविद्यालयसँ बी.एस-सी. भौतिक विज्ञानमे प्रतिष्ठा : दिल्ली विश्वविद्यालयसँ विधि स्नातक, प्रकाशित कृति: मैथिलीमे: प्रकाशन वर्ष:२०१७ १.भोरसँ साँझ धरि (आत्म कथा),२. प्रसंगवश (निवंध), ३.स्वर्ग एतहि अछि (यात्रा प्रसंग); प्रकाशन वर्ष:२०१८ ४. फसाद (कथा संग्रह) ५. नमस्तस्यै (उपन्यास) ६. विविध प्रसंग (निवंध) ७.महराज(उपन्यास) ८.लजकोटर(उपन्यास); प्रकाशन वर्ष:२०१९ ९.सीमाक ओहि पार(उपन्यास)१०.समाधान(निवंध संग्रह) ११.मातृभूमि(उपन्यास) १२.स्वप्नलोक(उपन्यास); प्रकाशन वर्ष:२०२० १३.शंखनाद(उपन्यास) १४.इएह थिक जीवन(संस्मरण)१५.ढहैत देबाल(उपन्यास); प्रकाशन वर्ष:२०२१ १६.पाथेय(संस्मरण) १७.हम आबि रहल छी(उपन्यास) १८.प्रलयक परात(उपन्यास); प्रकाशन वर्ष:२०२२ १९.बीति गेल समय(उपन्यास) २०.प्रतिबिम्ब(उपन्यास) २१.बदलि रहल अछि सभकिछु(उपन्यास) २२.राष्ट्र मंदिर(उपन्यास) २३.संयोग(कथा संग्रह) २४.नाचि रहल छलि वसुधा(उपन्यास)।*

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## २.१२.नित नवल दिनेश कुमार मिश्र (लेखक गजेन्द्र ठाकुर)

## नित नवल दिनेश कुमार मिश्र (लेखक गजेन्द्र ठाकुर)



दिनेश कुमार मिश्र, मिथिलाक बाढ़ि, धार आ ओइपर बनाओल छहर/ बान्ह, सन्दर्भ हुनकर बन्दिनी महानन्दा, बागमतीक सद्गति!, दुइ पाटनक बीच.. (कोसी धारक कथा), ने घाट ने घर, बगावत पर मजबूर मिथिलाक कमला धार, भुतही धार आ तकनीकी झाड़ा-फूंकी। दिनेश कुमार मिश्रक सभटा पोथी आब हुनकर अनुमतिसँ उपलब्ध अछि विदेह आर्काइवमेः http://videha.co.in/pothi.htm
*(साहित्य अकादेमीक मैथिली परामर्शदात्री समितिक सदस्य पंकज झा पराशर द्वारा दिनेश कुमार मिश्र जीक पोथी सभसँ पैराक पैरा चोरा कऽ अपना नामे उपन्यास छपबाओल गेल अछि, जकरा छद्म समीक्षक कमलानन्द झा ऐ चोर लेखक पंकज झा पराशरक रिसर्च कहै छथि! लिंक http://videha.co.in/investigation.htm पर स्क्रीनशॉट अपडेट कएल गेल अछि।)*

### बन्दिनी महानन्दा- दिनेश कुमार मिश्र (पछिला अंकसँ आगाँ)

### गंगा घाटीक निर्माण

मोटामोटी ३३,५०० लाख बर्ख पहिने अपन पृथ्वी सूर्यसँ आगिक गोलाक

रूपमे अलग भऽ गेल छल। तखन एकर ऊपरी सतहपर बड़कल चट्टानक पड़त रहै छलै। समयक संग भारी चट्टान तखन धरती। मुदा हल्लुक चट्टान सभ ऊपरे रहि गेल। भूकंपक प्रभाव ऐ बड़कल चट्टान आ तइसँ निकलल गैसक प्रभावसँ वायुमंडलकक निर्माणमे हुअय लगलै। आस्ते-आस्ते जखन पृथ्वी आरो ठंढ़ा भेल तँ वायुमंडलमे भापक रूपमे वर्तमान पानि ठंडा भऽ गेल, बर्खा-बुन्नीमे बदलि कऽ वापस जमीनपर खसि पड़ल आ लाख बर्ख धरि ऐ तरहक घटनाक कारण समुद्रक निर्माण भऽ गेल। ऐ तरहें पृथ्वीक सतहपर तापमान कम भेल मुदा जमीनक भीतरक गर्मी आ उथल-पुथल जारी रहल आ आइयो जारी अछि। आइ अपन धरतीक पपड़ी) कतेको पैघ मजबूत टुकड़ामे बँटल अछि आ ऐपर बहुतो देश आ महाद्वीप बसल अछि । मुदा मोटामोटी ३० करोड़ बर्ख पूर्व धरि पृथ्वीक सतह एहन टुकड़ामे नै बँटल छल। ताबत धरि सभ द्वीप वा महाद्वीप एक्के भूखण्डमे विद्यमान छल। मुदा पछिला २० करोड़ बर्खमे धरतीक सतहमे खाली दराड़े नै भेल छै, वरन् ओइ कारणसँ विभाजित टुकड़ामे गति सेहो हुअय लागल छै, जकरा प्लेट कहल जाइ छै। ऐ प्लेट सभक पसरलासँ आइक दुनियाँक रूप निकलल अछि। ई प्रक्रिया अखनो रुकल नै अछि। आइयो ई प्लेट सभ एक दोसरासँ रगड़ा लैत रहैए। एक भाग दोसरपर चढ़ैए। एतेक रास बात हमरा सभक धरतीक नीचाँ प्रति क्षण भऽ रहल अछि, जे कखनो काल भूकम्पक रूपमे अबैए। एकटा अनुमानक अनुसार दुनियामे सालमे लगभग १०,००० छोट-पैघ भूकंप दर्ज होइए, मुदा ओइमे एहन भूकंपक संख्या दससँ बेसी नै अछि जइसँ जान-मालक नुकसान होइत अछि। २०म शताब्दीक प्रारंभमे अमेरिकी वैज्ञानिक टेलर आ जर्मन वैज्ञानिक अल्फ्रेड पृथ्वीक विकास आ महाद्वीपक वर्तमान रूपक अध्ययन केलन्हि। पृथ्वीक विकासक जे चित्र ऐ दूनूक शोधसँ निकलै छै, ओइसँ पता चलै छै जे एक समयमे दक्षिण अमेरिकाक पूर्वी सीमा आ अफ्रीकाक पश्चिमी सीमा एक सन छलै। तहिना उत्तर-पश्चिम अफ्रीकाक सीमा उत्तरी अमेरिकाक सीमाक संग मेल खाइ छल। आइक ऑस्ट्रेलिया कहियो अंटार्कटिकाक हिस्सा छल। आइक भारतक विन्ध्य आ राजमहल पर्वत श्रृंखलाक नीचाँक भाग कहियो दक्षिण ध्रुवक बीचोबीच द्वीप जकाँ छल। भूवैज्ञानिक लोकनि ऐ जमीनक टुकड़ाकेँ गोंडवाना भूमि कहै छथि। समयक संग गोंडवानाक

भूमि पूर्वोत्तर दिशामे एशिया लग आबय लागल । एशिया आ गोंडवाना भूमिक बीच टेथिज सागर छल। मुदा करीब ५.३ करोड़ साल पहिने गोंडवाना भूमि आ एशियाक मुख्य भूमि एक दोसरासँ जुड़ि गेल छल। टेथिस सागर पहिने छोट भऽ गेल, मुदा बादमे एशियाक मुख्य भूमिपर लगातार बर्खा आ ओकर संग आयल बालु आ गाद ऐ समुद्रकेँ पूर्ण रूपसँ भरि देलक। आइक गंगा घाटी एशियाक मुख्य भूमि आ गोंडवाना भूमिक बीचक भरल समुद्रे अछि। ऐ समस्त कथाक एकटा आर पक्ष अछि। वैज्ञानिक लोकनिक मानबछै जे जखन एशिया आ गोंडवाना केर भूमि एक संग ऐलै तखन आइक छोटानागपुर-संथाल परगनाक राजमहल श्रृंखला आ पूर्वोत्तर राज्य क गारो श्रृंखला सभसँ पहिने एक-दोसरासँ टकरा गेलै। ऐ संयोगक कारण पानिक प्रवाहक लेल पूब दिसक बाट बन्न भऽ गेल छल। आब एशियाक भूमिक दक्षिण वा गोंडवाना भूमिक उत्तरमे जे किछु पानि बरसै छल, से सभटा पश्चिम दिस बहैत समुद्र धरि पहुँचि जाइ छल। माने ओइ समयमे गंगा वास्तवमे उल्टा बहै छल, जखन कि ब्रह्मपुत्र घाटीक पानि सेहो अरब सागरमे बहैत छल । मुदा आस्ते-आस्ते पूरा गोंडवाना भूमि एशियासँ जुड़ि गेल, ओकर पश्चिम-उत्तर कात एशिया दिस बेसी मजबूतीसँ बढ़ल आ गारो आ राजमहल पहाड़ी फेरसँ एक दोसरसँ अलग भऽ गेल। ऐ तरहें जलक अधिकांश जल निकासी पूर्व दिस शुरू भेल आ गंगाक जन्म भेल जे हिमालयसँ बंगालक खाड़ी धरि जाइत अछि । गोंडवाना भूमिक उत्तरी सीमापर जे पहाड़ वा चट्टान अछि, जकरा राजमहल श्रृंखला आ विन्ध्य पर्वत श्रृंखला कहल जाइत अछि, बहुत पुरान छल, मुदा एशियाक भूमि मात्र नव काँच माटि छल। एहन भुरभुर माटिपर जखन गोंडवाना जमीनक दबाव आयल तखन ओ पहाड़मे बदलि गेल, मुदा ई पहाड़ पाथर नै अछि, काँच माटिसँ बनल अछि, जकरा चट्टान बनबामे लाख बर्ख लागत। आइक नेपाल आ भूटानक पहाड़ अखनो नव अछि आ ऐ मे सेहो एहने थाल-कादोक अछि। एहन स्थितिमे जखन ऐ पहाड़पर पानिक संग बर्खा होइत अछि तँ ओइमे सँ निकलैत धारमे मात्रामे माटि आ बालु आबि जाइत अछि। कइएक सय सालसँ उत्तरमे पहाड़सँ नीचाँ बहैत माटि आ बालु गंगा घाटी आ ओकर मैदानक निर्माण केलक। पृथ्वीक विभिन्न प्लेटकसँ दूटा बात स्पष्ट अछि । एकटा ई जे आइक भारतीय भूमिक दबाव उत्तर दिस एशियाक मुख्य

भूमिपर अछि आ दोसर बात जे भारतक लगभग पूरा उत्तरी भागमे दू प्लेटक जंक्शन जोन अछि । प्लेटक रगड़ाक कारण ऐ क्षेत्रमे भयंकर भूकंप आबै छै। पृथ्वीक द्रव्यमान विस्थापन बहुत सुस्त प्रक्रिया छै, जकर अनुभव सय-पचास वर्षमे नै कयल जा सकैत अछि। एहन परिवर्तन हजार वर्षमे अनुभव कयल जा सकैत अछि। गंगा घाटीक निर्माण सेहो एहने घटना थिक। हजार वर्षक वर्षा आ परिणामस्वरूप गादक बालु ऐ घाटीक निर्माणमे योगदान देलक अछि।

## जल-चक्र

बर्खाक अपन सिद्धांत होइ छै। सूर्यक रोशनीक कारण समुद्रक पानि वाष्पित भऽ आकाश दिस बढ़ि जाइ छै। ऊपर पहुँचलापर कम तापमानक कारण ई भाप ठंडा भऽ जाइ छै आ मेघक रूप लऽ हवाक प्रभावक कारण जमीन दिस बढ़ि जाइ छै। ई जल मेघमे बरखाक बुन्न, ओला वा बर्फक रूपमे संग्रहित होइत अछि आ अनुकूल परिस्थितिमे जमीनपर खसि पड़ैत अछि आ जीवक जीवनक आधार बनि जाइत अछि। ओस वा कुहेस सेहो ऐ पानिक एकटा आर रूप अछि। जमीनपर खसैत पानिक किछु हिस्सा नाली आ धार होइत वापस समुद्र तक पहुँचैत अछि। किछु पानि गाछक श्वसन सन गतिविधिक माध्यमसँ वापस वायुमंडलमे पहुँचि जाइ छै आ किछु पानि जमीनक भीतर जा कऽ भूमिगत जल स्तरकेँ समृद्ध करै छै। असलमे वएह पानिक धार जमीनक नीचाँ विद्यमान अछि जेना जमीनक ऊपर धार आदिक रूपमे देखै छी । जमीनक नीचाँक पानि सेहो सतही पानि जकाँ समुद्रसँ अपन संपर्क बनौने रहैत अछि। ऐ तरहें समुद्रसँ समुद्रमे पानिक चक्र पूरा भऽ जाइत अछि । ई पूरा प्रक्रिया जल चक्र कहाइ छै, जइमे प्रकृति समुद्रक नमकीन पानिकेँ उपयोगी मीठ पानिमे बदलि दै छै। पृथ्वीपर जीवनक कल्पना बिना मीठ पानिक नै कयल जा सकैत अछि। समुद्र सँ समुद्र धरि पानिक ई निरंतर यात्रा कहियो नै रुकैत अछि ।

## धारक मार्ग परिवर्तन

पहाड़ी इलाकामे जमीनक ढलान एतेक ऊँच होइ छै जे पानि नै रुकै छै,

मुदा धारक पहाड़सँ मैदानमे उतरैत देरी जमीनक ढलान बहुत कम भऽ जाइ छै, जकर कारण पानिक गति काफी कम भऽ जाइ छै। पहाड़सँ उतरैत धारक पानि मात्र पानि नै, काफी मात्रामे गाछ, चट्टान, पाथर, बालु आ माटि सेहो लऽ जाइत अछि। जमीनक ढलान कम भेलापर पाथर आदि बेसी दूर धरि नै जाइत अछि। मुदा माटि/बालु धारक पानिक संग चलैत रहैत अछि। जमीनक ढलान आ पानिक वेग कम हेबाक कारणेँ ऐ माटि/बालुकेँ धारक तलहटीमे बैसबाक मौका भेटै छै। एकर अलाबे जखन धार किनार तोड़ि बहै छै तँ पानिक संग आनल गेल बालू आ माटि पूरा क्षेत्रमे पसरि जाइ छै आ जमा भऽ जाइ छै। धार ऐ तरहेँ जमीनक निर्माण करैत अछि। धारक गतिमे कमी ओइ स्थानपर देखल जाइत अछि जतऽ ई पहाड़सँ मैदानमे उतरैत अछि, मुदा जतऽ ई धार बाढ़िक समय पैघ धारसँ मिलैत अछि, छोट धारक गति प्रायः ठहरावमे बदलि जाइत अछि, कारण बड़का धारमे जलस्तरक अनुसार छोट धारक पानि बहैत अछि। समुद्रक कातमे समुद्रमे बढ़ैत ज्वारमे आ ओतय समुद्रसँ मिलय बला धारक मुहानापर सेहो लगभग एहने स्थिति उत्पन्न होइ छै। गति रुकलाक कारण ऐ दुनू ठाम माटि/बालुक जमाव तेज भऽ जाइत अछि जकर कारण नव भूमि/ डेल्टा बनैत अछि। अमेरिकाक मिसिसिपी धारक मुहानापर ६.५ किमी चाकर पट्टीक निर्माण सय सालक भीतर पूर्ण भऽ जाइ छै। चीनक यांगत्से-कियांग धार ऐतिहासिक कालसँ ४८ किमी चाकर डेल्टाक निर्माण केने अछि, चीनक शोक *ह्वांग हो* धार ५,५०० कॉमन एरा पूर्वसँ लगभग ५०० किमी चाकर डेल्टाक निर्माण केने छै। तहिना गंगा धार सेहो समुद्रसँ पहिने करीब २५० किलोमीटर इलाकापर डेल्टा बनेने अछि। यूरोपक अधिकांश देशक पैघ हिस्सामे लगभग साल भरि बरसात होइ छै। हमर देशमे बरसातक मौसम होइ छै आ कुल वार्षिक वर्षाक लगभग ८७ प्रतिशत जूनक मध्यसँ अक्टूबरक मध्य होइ छै। बर्खा आ बाढ़िक अंत भेलापर किछु बालु/माटि ओइ इलाकामे जमा करय भऽ जाइ छै। बाढ़िक कारण मोट बालु/माटिक परत जमा भऽ जाइत अछि, किछु ठाम पातर भऽ जाइत अछि, कटावक कारण खधाइ बनैत अछि आ किछु ठाम पानि जमा भऽ जाइत अछि। आगामी मौसममे जखन बाढ़िक पानि फेर बढ़ैत अछि तँ पिछला सालसँ जमा भेल माटि काटि कऽ नव बाट बनि जाइत अछि। कखनो काल ई नव मार्ग एतेक

पैघ आ प्रभावी होइत अछि जे ऐ नव मार्गपर धार स्वयं फाटि जाइत अछि । जइ धारक पानिमे बालू/माटिक मात्रा अधिक होइ छै, ओकर कछारमे बालू/माटिक जमाव बेशी हेतै आ एहन धारमे बदलावक गुंजाइश बेशी हेतै। यएह कारण अछि जे गंगाक दहिना कातमे मिलैबला धारमे परिवर्तनक संभावना गंगाक बाम कातमे मिलैबला धारक तुलनामे कम अछि, कारण दहिना कातमे मिलैबला धार पठारसँ अबैत अछि आ बामबला धार हिमालयक काँच कच्चा आ भंगुर पहाड़सँ अपना संग बहुत रास माटि/बालु लऽ कऽ अबैत अछि। अधिक गादबला धारक मार्ग बदलनाइ ओतबे स्वाभाविक आ प्राकृतिक घटना छै जेना पृथ्वीक विभिन्न प्लेटक गति, वर्षा आ धार द्वारा डेल्टाक निर्माण। ऐ तरहें बाढ़ि, कटाव, जल-जमाव, धारक मार्ग बदलब सन प्रश्न गंगाक बाम (उत्तरी) भागमे बेसी गंभीर अछि। ई सवाल ओइ ठाम आर गंभीर अछि जतऽ जमीनक ढलान लगभग समतल अछि। एहन स्थल पूर्वी उत्तर प्रदेश, उत्तर बिहारक मैदान आ उत्तर बंगालमे गंगा घाटीमे भेटैत अछि। लेकिन एकर मतलब एकदम नै छै जे बाढ़िक मामिलामे गंगाक दहिन किनारमे पूर्ण शांति छै। ओतऽ कमसँ कम मैदानमे समस्या ओतबे छै जतेक गंगाक उत्तरी तटपर। बिहारक भोजपुर, रोहतास, पटना, मुंगेर, भागलपुर आ साहेब गंज जिलामे बाढ़िसँ उत्पन्न मुद्दा तकर प्रमाण अछि। ऐ घाटीक दक्षिणमे विन्ध्य आ सतपुरा पर्वत श्रृंखला अछि, जे गोंडवाना भूमिक हिस्सा अछि। ई पहाड़ी हिमालयक पहाड़सँ बहुत पुरान अछि आ मजगूत पाथर बनि गेल अछि। से शिवालिक आ हिमालयक तुलनामे ऐ पहाड़ीमे माटिक कटाव कम होइ छै। मुदा क्षेत्रफलक हिसाबसँ गंगाक उतरबाड़ी इलाका बाढ़िसँ बेसी तबाह अछि।

(अगिला अंकमे जारी)

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## २.१३.नित नवल सुशील (लेखक गजेन्द्र ठाकुर)

## नित नवल सुशील (लेखक गजेन्द्र ठाकुर)



सुशीलक रचना संसार: हुनकर रचना संसार छन्हि- घराड़ी (उपन्यास) (१९७३), गामबाली (उपन्यास) (१९८२), भामती (नाटक) (पहिल मंचन १९९१, प्रकाशन २०१३) आ अस्मिता (लघुकथा संग्रह) (२०१६) आ ई चारू पोथी हुनकर अनुमतिसँ विदेह पेटारमे उपलब्ध अछि लिंक www.videha.co.in/pothi.htm पर।

*कमलानन्द झाक पोथी "मैथिली उपन्यास: समय समाज आ सवाल" (२०२१) मे लिखै छथि- "मैथिली उपन्यास-यात्राक लगभग सय वर्षक बाद मैथिल अन्तरजातीय विवाहक सपना, संघर्ष आ विडम्बना पर गरिमायुक्त उपन्यास लिखबाक श्रेय गौरीनाथकेँ जाइत छनि।" तँ की कमलानन्द झा सुशीलसँ ई श्रेय छीनि लेलनि? चलू अहाँकेँ लऽ चली कमलानन्द झा केर स्वार्थी दुनियाँसँ दूर, छल-छद्मसँ दूर सुशीलक जादूबला साहित्यक निश्छल दुनियाँमे।*

**गामबाली (उपन्यास)- सुशील (पछिला अंकसँ आगाँ)**

सभक आँखिक काँट गामबाली आइ ओ बबूर सेहो कटि गेल!

ओकरा चाहऽ बला, नै चाहऽ बला आ कात रहनिहार, तीनू तरहक लोक खुश अछि। ओकर अन्तिम संस्कार के करतै? जादव समाज आकि ब्राह्मण समाज। जादव समाज आ ब्राह्मण समाजक लोक पहुँचै छथि मालिक माने सोनमनि झा लग, ओ छथि पाउ-पाउ करैत, मसलनमे ओङठल।

गामबालीक संस्कार जादव समाज मिलि कऽ करतै।

गोअर टोलीक लोक ओकरा गामबाली कहब शुरू केलकै आ फेर बभनटोली, कैथटोली, जोलहा टोलीक लोक सेहो ओकरा गामबाली कहऽ लगलै।

गामबालीक वर बूढ़, ओ तेसर बहु छली, पहिलसँ बच्चा नै भेलै तँ दोसर बियाह आ फेर दोसरोमे बच्चा आ पहिलोमे। आ फेर तेसर बियाह सौख लेल। बाबू पैरुखक गप छै, के कत्ते बहु डेबि सकैए।

ज्ञानचन यादव माने ज्ञनचनमार्कें लोक मरखाह बना देलकै, अपने बलजोरी ओकरा घरो कऽ दऽ जाइ गेलै आ तहन लाहेब मचा दइ गेलै गाममे।

(अगिला अंकमे जारी)

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## ३.१.राज किशोर मिश्र- दूभि



**राज किशोर मिश्र, रिटायर्ड चीफ जेनरल मैनेजर (ई), बी.एस.एन.एल.(मुख्यालय), दिल्ली,गाम- अरेर डीह, पो. अरेर हाट, मधुबनी**

## दूभि

कि ओ रो पलक नहि ,नहि छि टलक बी आ,
तैओ, जनमल दूभि क धी आ ,

के पटबैत अछि पा नि ? दूर्वा दल,
अपने बल पर सबतरि चतरल,

पनुगैत अछि , दै छै मेघ पा नि बरखा मे,
जेठमा स,दूर्वा -शि शु छल ,ममरखा मे।

भेंटैत छै फेर, शि शि र सँ, शी तक पी यूष,
रवि नहि कनि को रश्मि परसए मे कंजूस।

भो रे चमकै चा नी सन ओ शी त बून्द,
ओहि आगू तऽ ,चन्द्रकां त मणि सेहो कुन्द।

दूभि क जड़ि जुड़ल धरती सँ,
पहुँचल तल सँ पता ल,
अपना बल सँ पसरि रहल छै ,
दूर -दूर, जड़ि -जा ल।

कि ओ देखनि हा र नहि ,अपन बऽल,
नि ज पुरुषा रथ पर, दूर्वा दल।

भगा देलकै खुरपी सँ ओकरा ,छि लि -छि लि ,
रक्तबी ज सन उगि आएल ओ, पुनि -पुनि जी लि ।

सहस्त्रबा ढ़नि क रश्मि सन, अनगनि त मूड़ी ,
खोॅ ँ छि मे छै रा खल ई ,संग लहठी -चूड़ी ।

दूर्वा क्षत लेल, अक्षत तऽ,अछि पो सल पा लल,
मुदा , दूभि अनेरुआ, ओकरा के नहि ता ड़ल?

अछि कठजी ब ,अक्खज, मुदा जखन सजा ओल,
पो छल -पा छल तृण कतेक सुन्दरता पा ओल?

कतबो बि द्दति हो इक, मुदा ई डरत नहि ,
पा नि -पा थर खसअओ ,परञ्च मरत नहि ।

तेँ तऽ, आशी र्वा दक समदा मे अछि बा न्हल,
दी र्घ जि नगी क प्रती क रूप मे एकरा मा नल।

सनेस थि क दूर्वा दल, आशी र्वा दक,

मा ल -जा ल अछि रकटल , अकरे सो आदक।

छै की ता गति तुफा न के?
कऽ सकतै दूभि के अङ्ग-भङ्ग?
खसौ वज्र,बि ड़रो उठौ ,
कऽ पअओतै कि ओ दूभि के तंग?

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## ३.२.जगदानन्द झा 'मनु'- ५ टा गजल



**जगदानन्द झा 'मनु'**

**५ टा गजल**

गजल १

जखन कखनो जे सोचब हमरा

अपन लअगेमे पायब हमरा

गजल हमर शव्द बनि तनमनमे
कचोटत तँ अहाँ ताकब हमरा

बहुत दुर छी कोनो बाते नै

अपन मोनेमे देखब हमरा

दुनू दू तन  एक्के जिनगी छी

अहाँ कखनो नै बिसरब हमरा

अहाँकेँ हम छी कहलौं जे 'मनु'

कि मुइला बादो मानब हमरा

(बहरे गोविंद, मात्राक्रम : 12 22 22 22 2, सभ पाँतिमे। दोसर शेरकेँ दोसर पाँतिमे दूटा अलग-अलग लघुकेँ दिर्ध मानक छुट लेल गेल अछि)

गजल २

दर्द देखायब करेजाक मानब की

काल्हि सपनोमे हँसी छोरि कानब की

प्रेम पुरुषक छैक गोबर अहाँ कहलौं

चीर देखायब करेजा तँ गानब की

दोख सभमे नै कतउ एकमे हेते

संग हमरा ओहिमे सभक सानब की

आइ छै अन्हार सगरो अहाँ कहलौं

आँखि मुनि लाइटसँ अन्हार आनब की

कनिक हमरोपर भरोसा क कय देखू

प्रेम ककरा छै कहै  'मनु'सँ जानब की

(बहरे कलीब, मात्राक्रम : 2122-2122-1222)

गजल ३

भगवती जकर माए ओ टुगर कहल कोना

हाथ छै दुनू भेटल रंक ओ रहल कोना

माथ पर हमर सदिखन जखन हाथ मैयाकेँ

एहिठाम रहलै कोनो  कठिन टहल कोना

लेब छोरि कखनो देबाक बात कनि सोचू

सगर गाम देखू सुख शांति नहि बहल कोना

शेरकेँ घरे बैसल   नहि शिकार भेटै छै

घरसँ जे निकलबै नहि घर बनत महल कोना

काज नहि अपन हिस्सा केर 'मनु' करी हम सब

ई सहज सगर दुनिया नहि  बनत जहल कोना

(मात्राक्रम : 212-1222/ 212-1222 सभ पाँतिमे)

गजल ४

जखन सगरो दर्द भेटल

अपन सीलौं ठोर रेतल

द'बल अपने हाथ गरदनि

तखन के ई नोर मेटल

घरक बन्हन छोरि दुनिया

सटल जतए नोट गेटल

भरोसा करु आब कोना

लखन भेषे चोर फेटल

दहेजक 'मनु' चारिचक्का

बियाहक पहिनेसँ सेटल

(बहरे मजरिअ, मात्राक्रम 1222-2122)

गजल ५

जखन मोन कानल गजल कहलौं

रहल कोंढ़ छानल गजल कहलौं

जमाना सुतल छल जखन नींदसँ

तहन राति जानल गजल कहलौं

लगन भेल तीसम बरख धरि नहि

पड़ोसनसँ गानल गजल कहलौं

जुआ छल लदल कांहपर लोकक

पसीनासँ सानल गजल कहलौं

उमर 'मनु' बितल आर की करबै

अपन मोन ठानल गजल कहलौं

(मात्राक्रम सभ पाँतिमे 122-122-1222)

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

ॐ द्यौ: शान्तिरन्तरिक्ष ग्वंग शान्ति:

ওঁ দ্যৌ: শান্তিৰন্তৰিক্ষ Ẇ শান্তি:

## ४.विदेह पेटार VIDEHA ARCHIVE

४.१.विदेह ई-पत्रिकाक सभटा पुरान अंक Videha e journal's all old issues

४.२.मैथिली पोथी डाउनलोड Maithili Books Download

४.३.मैथिली वीडियोक संकलन Maithili Videos

४.४.मैथिली शिशु, बाल आ किशोर साहित्य Maithili Children Literature

४.५.विदेह स्त्री कोना

४.६.विदेह सूचना संपर्क अन्वेषण

४.७.विदेह ई-लर्निङ्ग

४.८.मिथिला रत्न

४.९.मिथिलाक खोज

४.१.विदेह ई-पत्रिकाक सभटा पुरान अंक Videha e journal's all old issues

*वि दे ह विदेह Videha বিদেহ http://www.videha.co.in विदेह प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका Videha Ist Maithili Fortnightly ejournal विदेह प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका नव अंक देखबाक लेल पृष्ठ सभकेँ रिफ्रेश कए देखू। Always refresh the pages for viewing new issue of VIDEHA.*

Search Books powered by Google

**Search above & below** within more than 350 old issues of Videha eJournal विदेह मैथिली साहित्य आन्दोलन: मानुषीमिह संस्कृताम् www.videha.co.in

https://books.google.com/

Videha Archive of Old Issues विदेह पुरान अंकक आर्काइव (पूर्णतः अव्यवसायिक उद्देश्य आ मात्र एकेडमिक प्रयोग लेल) विदेह ई-पत्रिकाक सभटा पुरान अंक पी.डी.एफ. डाउनलोड लेल क्रमानुसार नीचाँक लिंकपर उपलब्ध अछि। All the old issues of Videha e journal are available for pdf download at the respective links below.
.............

तिरहुता, नेवाड़ी आ कैथी फॉण्ट डाउनलोड Google's Noto Fonts project/ GitHub

| तिरहुता नोटो फॉण्ट | कैथी ओटीएफ | कैथी टीटीएफ | नेवाड़ी ओ.टी.एफ. | नेवाड़ी टी.टी.एफ. |
|---|---|---|---|---|

https://fonts.google.com/ (Google Open Fonts download)

Tirhuta Offline Keyboard download

https://malarproject.gitlab.io/tirhuta (Tirhuta Keyboard Online)

..........

**१**

गजेन्द्र ठाकुर (सम्पादन)

**विदेह-सदेह १-२५** www.videha.co.in
*विदेह ई-पत्रिकाक अंक १-३५० सँ- मैथिलीक सर्वश्रेष्ठ गद्य आ पद्यक एकटा समानान्तर संकलन*

| देवनागरी | मिथिलाक्षर |
|---|---|
| विदेह:सदेह १ | विदेह: सदेह १ तिरहुता |
| विदेह:सदेह २ मैथिली प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना | विदेह: सदेह २ तिरहुता |
| विदेह:सदेह ३ मैथिली पद्य | विदेह: सदेह ३ तिरहुता |
| विदेह:सदेह ४ मैथिली कथा | विदेह: सदेह ४ तिरहुता |
| विदेह मैथिली विहनि कथा [विदेह सदेह ५] | विदेह: सदेह ५ तिरहुता |
| विदेह मैथिली विहनि कथा [ विदेह सदेह ५]- संस्करण-२ | विदेह: सदेह ५ संस्करण-२ तिरहुता |
| विदेह मैथिली लघुकथा [विदेह सदेह ६] | विदेह: सदेह ६ तिरहुता |
| विदेह मैथिली पद्य [विदेह सदेह ७] | विदेह: सदेह ७ तिरहुता |
| विदेह मैथिली नाट्य उत्सव [विदेह सदेह ८] | विदेह: सदेह ८ तिरहुता |
| विदेह मैथिली शिशु उत्सव [विदेह सदेह ९] | विदेह: सदेह ९ तिरहुता |
| विदेह मैथिली प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना [विदेह सदेह १०] | विदेह: सदेह १० तिरहुता |
| विदेह:सदेह ११ | विदेह: सदेह ११ तिरहुता |
| विदेह:सदेह १२ | विदेह: सदेह १२ तिरहुता |
| विदेह:सदेह १३ | विदेह: सदेह १३ तिरहुता |
| विदेह:सदेह १४ | विदेह: सदेह १४ तिरहुता |
| विदेह:सदेह १५ | विदेह: सदेह १५ तिरहुता |
| विदेह:सदेह १६ | विदेह: सदेह १६ तिरहुता |
| विदेह:सदेह १७ | विदेह: सदेह १७ तिरहुता |
| विदेह:सदेह १८ | विदेह: सदेह १८ तिरहुता |
| विदेह:सदेह १९ | विदेह: सदेह १९ तिरहुता |
| विदेह:सदेह २० | विदेह: सदेह २० तिरहुता |
| विदेह:सदेह २१ | विदेह: सदेह २१ तिरहुता |
| विदेह:सदेह २२ | विदेह: सदेह २२ तिरहुता |
| विदेह:सदेह २३ | विदेह: सदेह २३ तिरहुता |
| विदेह:सदेह २४ | विदेह: सदेह २४ तिरहुता |
| विदेह:सदेह २५ | विदेह: सदेह २५ तिरहुता |

**विदेह-सदेह २६-३६** www.videha.co.in
*विदेह ई-पत्रिकाक अंक १-३५० सँ- थीम आधारित मैथिलीक सर्वश्रेष्ठ मूल आ अनूदित गद्य आ पद्यक एकटा समानान्तर संकलन*

| | |
|---|---|
| विदेह:सदेह २६ (डॉ शम्भु कुमार सिंह आ डॉ अरुण कुमार सिंह अंक १-३५० सँ) | विदेह: सदेह २६ तिरहुता |
| विदेह:सदेह २७ (गजेन्द्र ठाकुर आ रवि भूषण पाठकक आन भाषासँ अनूदित गद्य आ पद्य- अंक १-३५० सँ) | विदेह: सदेह २७ तिरहुता |
| विदेह:सदेह २८ (अनूदित गद्य आ पद्य- अंक १-३५० सँ) | विदेह: सदेह २८ तिरहुता |
| विदेह:सदेह २९ (रवि भूषण पाठक आ डॉ. कैलाश कुमार मिश्र- अंक १-३५० सँ) | विदेह: सदेह २९ तिरहुता |
| विदेह:सदेह ३० (स्कूल-कॉलेजक विद्यार्थी लेल- अंक १-३५० सँ) | विदेह: सदेह ३० तिरहुता |
| विदेह:सदेह ३१ (डॉ. कामिनी कामायनी आ कुमार मनोज कश्यप- अंक १-३५० सँ) | विदेह: सदेह ३१ तिरहुता |
| विदेह:सदेह ३२ (रचनात्मक गद्य-पद्य लेखन भाग-१- अंक १-३५० सँ) | विदेह: सदेह ३२ तिरहुता |
| विदेह:सदेह ३३ (रचनात्मक गद्य-पद्य लेखन भाग-२- अंक १-३५० सँ) | विदेह: सदेह ३३ तिरहुता |
| विदेह:सदेह ३४ (रचनात्मक गद्य-पद्य लेखन भाग-३- अंक १-३५० सँ) | विदेह: सदेह ३४ तिरहुता |
| विदेह:सदेह ३५ (रचनात्मक गद्य-पद्य लेखन भाग-४- अंक १-३५० सँ) | विदेह: सदेह ३५ तिरहुता |
| विदेह:सदेह ३६ (रचनात्मक गद्य-पद्य लेखन भाग-५- अंक १-३५० सँ) | विदेह: सदेह ३६ तिरहुता |

...................

यू.पी.एस.सी. आ आन प्रतियोगिता परीक्षा लेल देखू:

| | | | | |
|---|---|---|---|---|
| विदेह:सदेह १७ | विदेह:सदेह २१ | विदेह:सदेह २३ | विदेह:सदेह २६ | विदेह:सदेह २९ |

| विदेह:सदेह ३० | विदेह:सदेह ३२ | विदेह:सदेह ३३ | विदेह:सदेह ३४ | विदेह:सदेह ३५ |
|---|---|---|---|---|

................

**२**

**विदेहक सभटा पुरान अंक (अंक १ सँ ३५४ आ आगाँ)**

**विदेहक अंक १-१४९ (देवनागरी, मिथिलाक्षर आ ब्रेलमे)**

| देवनागरी | मिथिलाक्षर | ब्रेल |
|---|---|---|
| Videha_01_01_08 | Videha_01_01_08_Tirhuta | 1 |
| Videha_15_01_08 | Videha_15_01_08_Tirhuta | 2 |
| Videha_01_02_08 | Videha_01_02_08_Tirhuta | 3 |
| Videha_15_02_08 | Videha_15_02_08_Tirhuta | 4 |
| Videha_01_03_08 | Videha_01_03_08_Tirhuta | 5 |
| Videha_15_03_08 | Videha_15_03_08_Tirhuta | 6 |
| Videha_01_04_2008 | Videha_01_04_2008_Tirhuta | 7 |
| Videha_15_04_2008 | Videha_15_04_2008_Tirhuta | 8 |
| Videha_01_05_2008 | Videha_01_05_2008_Tirhuta | 9 |
| Videha_15_05_2008 | Videha_15_05_2008_Tirhuta | 10 |
| Videha_01_06_2008 | Videha_01_06_2008_Tirhuta | 11 |
| Videha_15_06_2008 | Videha_15_06_2008_Tirhuta | 12 |
| Videha_01_07_2008 | Videha_01_07_2008_Tirhuta | 13 |
| Videha_15_07_2008 | Videha_15_07_2008_Tirhuta | 14 |

| | | |
|---|---|---|
| Videha_01_08_2008 | Videha_01_08_2008_Tirhuta | 15 |
| Videha_15_08_2008 | Videha_15_08_2008_Tirhuta | 16 |
| Videha_01_09_2008 | Videha_01_09_2008_Tirhuta | 17 |
| Videha_15_09_2008 | Videha_15_09_2008_Tirhuta | 18 |
| Videha_01_10_2008 | Videha_01_10_2008_Tirhuta | 19 |
| Videha_15_10_2008 | Videha_15_10_2008_Tirhuta | 20 |
| Videha_01_11_2008 | Videha_01_11_2008_Tirhuta | 21 |
| Videha_15_11_2008 | Videha_15_11_2008_Tirhuta | 22 |
| Videha_01_12_2008 | Videha_01_12_2008_Tirhuta | 23 |
| Videha_15_12_2008 | Videha_15_12_2008_Tirhuta | 24 |
| Videha_01_01_2009 | Videha_01_01_2009_Tirhuta | 25 |
| Videha_15_01_2009 | Videha_15_01_2009_Tirhuta | 26 |
| Videha_01_02_2009 | Videha_01_02_2009_Tirhuta | 27 |
| Videha_15_02_2009 | Videha_15_02_2009_Tirhuta | 28 |
| Videha_01_03_2009 | Videha_01_03_2009_Tirhuta | 29 |
| Videha_15_03_2009 | Videha_15_03_2009_Tirhuta | 30 |
| Videha_01_04_2009 | Videha_01_04_2009_Tirhuta | 31 |
| Videha_15_04_2009 | Videha_15_04_2009_Tirhuta | 32 |
| Videha_01_05_2009 | Videha_01_05_2009_Tirhuta | 33 |
| Videha_15_05_2009 | Videha_15_05_2009_Tirhuta | 34 |
| Videha_01_06_2009 | Videha_01_06_2009_Tirhuta | 35 |

| | | |
|---|---|---|
| Videha_15_06_2009 | Videha_15_06_2009_Tirhuta | 36 |
| Videha_01_07_2009 | Videha_01_07_2009_Tirhuta | 37 |
| Videha_15_07_2009 | Videha_15_07_2009_Tirhuta | 38 |
| videha_01_08_2009 | videha_01_08_2009_tirhuta | 39 |
| videha_15_08_2009 | videha_15_08_2009_tirhuta | 40 |
| videha_01_09_2009 | videha_01_09_2009_tirhuta | 41 |
| videha_15_09_2009 | videha_15_09_2009_tirhuta | 42 |
| videha_01_10_2009 | videha_01_10_2009_tirhuta | 43 |
| videha_15_10_2009 | videha_15_10_2009_tirhuta | 44 |
| videha_01_11_2009 | videha_01_11_2009_tirhuta | 45 |
| videha_15_11_2009 | videha_15_11_2009_tirhuta | 46 |
| videha_01_12_2009 | videha_01_12_2009_tirhuta | 47 |
| videha_15_12_2009 | videha_15_12_2009_tirhuta | 48 |
| videha_01_01_2010 | videha_01_01_2010_tirhuta | 49 |
| videha_15_01_2010 | videha_15_01_2010_tirhuta | 50 |
| videha_01_02_2010 | videha_01_02_2010_tirhuta | 51 |
| videha_15_02_2010 | videha_15_02_2010_tirhuta | 52 |
| videha_01_03_2010 | videha_01_03_2010_tirhuta | 53 |
| videha_15_03_2010 | videha_15_03_2010_tirhuta | 54 |
| videha_01_04_2010 | videha_01_04_2010_tirhuta | 55 |
| videha_15_04_2010 | videha_15_04_2010_tirhuta | 56 |

| | | |
|---|---|---|
| videha_01_05_2010 | videha_01_05_2010_tirhuta | 57 |
| videha_15_05_2010 | videha_15_05_2010_tirhuta | 58 |
| videha_01_06_2010 | videha_01_06_2010_tirhuta | 59 |
| videha_15_06_2010 | videha_15_06_2010_tirhuta | 60 |
| videha_01_07_2010 | videha_01_07_2010_tirhuta | 61 |
| videha_15_07_2010 | videha_15_07_2010_tirhuta | 62 |
| videha_01_08_2010 | videha_01_08_2010_tirhuta | 63 |
| videha_15_08_2010 | videha_15_08_2010_tirhuta | 64 |
| videha_01_09_2010 | videha_01_09_2010_tirhuta | 65 |
| videha_15_09_2010 | videha_15_09_2010_tirhuta | 66 |
| videha_01_10_2010 | videha_01_10_2010_tirhuta | 67 |
| videha_15_10_2010 | videha_15_10_2010_tirhuta | 68 |
| videha_01_11_2010 | videha_01_11_2010_tirhuta | 69 |
| videha_15_11_2010 | videha_15_11_2010_tirhuta | 70 |
| videha_01_12_2010 | videha_01_12_2010_tirhuta | 71 |
| videha_15_12_2010 | videha_15_12_2010_tirhuta | 72 |
| videha_01_01_2011 | videha_01_01_2011_tirhuta | 73 |
| videha_15_01_2011 | videha_15_01_2011_tirhuta | 74 |
| videha_01_02_2011 | videha_01_02_2011_tirhuta | 75 |
| videha_15_02_2011 | videha_15_02_2011_tirhuta | 76 |
| videha_01_03_2011 | videha_01_03_2011_tirhuta | 77 |

| | | |
|---|---|---|
| videha_15_03_2011 | videha_15_03_2011_tirhuta | 78 |
| videha_01_04_2011 | videha_01_04_2011_tirhuta | 79 |
| videha_15_04_2011 | videha_15_04_2011_tirhuta | 80 |
| videha_01_05_2011 | videha_01_05_2011_tirhuta | 81 |
| videha_15_05_2011 | videha_15_05_2011_tirhuta | 82 |
| videha_01_06_2011 | videha_01_06_2011_tirhuta | 83 |
| videha_15_06_2011 | videha_15_06_2011_tirhuta | 84 |
| videha_01_07_2011 | videha_01_07_2011_tirhuta | 85 |
| videha_15_07_2011 | videha_15_07_2011_tirhuta | 86 |
| videha_01_08_2011 | videha_01_08_2011_tirhuta | 87 |
| videha_15_08_2011 | videha_15_08_2011_tirhuta | 88 |
| videha_01_09_2011 | videha_01_09_2011_tirhuta | 89 |
| videha_15_09_2011 | videha_15_09_2011_tirhuta | 90 |
| videha_01_10_2011 | videha_01_10_2011_tirhuta | 91 |
| videha_15_10_2011 | videha_15_10_2011_tirhuta | 92 |
| videha_01_11_2011 | videha_01_11_2011_tirhuta | 93 |
| videha_15_11_2011 | videha_15_11_2011_tirhuta | 94 |
| videha_01_12_2011 | videha_01_12_2011_tirhuta | 95 |
| videha_15_12_2011 | videha_15_12_2011_tirhuta | 96 |
| videha_01_01_2012 | videha_01_01_2012_tirhuta | 97 |
| videha_15_01_2012 | videha_15_01_2012_tirhuta | 98 |

| | | |
|---|---|---|
| videha_01_02_2012 | videha_01_02_2012_tirhuta | 99 |
| videha_15_02_2012 | videha_15_02_2012_tirhuta | 100 |
| videha_01_03_2012 | videha_01_03_2012_tirhuta | 101 |
| videha_15_03_2012 | videha_15_03_2012_tirhuta | 102 |
| videha_01_04_2012 | videha_01_04_2012_tirhuta | 103 |
| videha_15_04_2012 | videha_15_04_2012_tirhuta | 104 |
| videha_01_05_2012 | videha_01_05_2012_tirhuta | 105 |
| videha_15_05_2012 | videha_15_05_2012_tirhuta | 106 |
| videha_01_06_2012 | videha_01_06_2012_tirhuta | 107 |
| videha_15_06_2012 | videha_15_06_2012_tirhuta | 108 |
| videha_01_07_2012 | videha_01_07_2012_tirhuta | 109 |
| videha_15_07_2012 | videha_15_07_2012_tirhuta | 110 |
| videha_01_08_2012 | videha_01_08_2012_tirhuta | 111 |
| videha_15_08_2012 | videha_15_08_2012_tirhuta | 112 |
| videha_01_09_2012 | videha_01_09_2012_tirhuta | 113 |
| videha_15_09_2012 | videha_15_09_2012_tirhuta | 114 |
| videha_01_10_2012 | videha_01_10_2012_tirhuta | 115 |
| videha_15_10_2012 | videha_15_10_2012_tirhuta | 116 |
| videha_01_11_2012 | videha_01_11_2012_tirhuta | 117 |
| videha_15_11_2012 | videha_15_11_2012_tirhuta | 118 |
| videha_01_12_2012 | videha_01_12_2012_tirhuta | 119 |

